भारी केना बनत। जिनगीमे हल्लुक-भारी सभ रंगक काज अबैए। मुदा जीते-जिनगी ने दुनियाँ देखै छी, आँखि मुनब सभ हरा जाएत। कहुना भेलौं तँ बुढ़े भेलौं मुदा जाबे पोता-पोती अपने जीबै जोकर हएत ताबतो जँ जीब जाएब तैयो नीके हएत।

शरीरसँ शरीरी धरि सुनयनाक सोगसँ सुकुड़ए लगलनि। एक दिस बेटाक बेथासँ बेथित दोसर दिस मइटुग्गर पोता-पोतीक जिनगी देखि झखति, तँ तेसर दिस जिनगी भरि पालल-पोसल -छाउर-गोबर- खेतकेँ बोहाइत देखैत तँ चारिम दिस अपन देहक दुखसँ दुखी। ओना जीबैक आशा मनमे उत्साह जगबनि मुदा जेना डिबियाक इजोतकेँ घनगर अन्हार घेरैत-घेरैत छोट -कम प्रकाशित- बना दैत तहिना सुनयनाकेँ भऽ गेलनि। अन्हार छोड़ि दुनियाँमे किछु देखबे ने करैत छलीह। जेना खसैत जिनगी उठल जिनगीकेँ दाबि सवारी बना लेलकनि। जइसँ ओछाइन धऽ लेली। कतबो हूबा उठैक करथि मुदा उठि कऽ बेसी काल बैसल नै होइन। बिछानपर पड़ल-पड़ल पहिलुक कएल काज भरि दिन पढ़ैत रहथि। जखन कखनो केम्हरोसँ आबि तपेसर पुछनि जे माए, मन केहेन लगै छौ। तँ जहिना कोनो फल वा तरकारीमे गुण तँ रहैत मुदा कोनो रसक सुआद नै रहैत तहिना सुनयनाक मन बेरस हुअए लगलनि। बेरस होइत-होइत मरि गेली।

फगुआक तीन दिन उत्तर चैती बरखा भेल। ओना कुमासक बरखा भेल मुदा मौसमक रंग आरो हरिया गेल। कनी-मनी जे तापसँ दुपहरमे पसेनाक आगमन हुअए लगल, एकाएक रूकि गेल। घुरक ओरियान जे बन्न हुअए लगल छल फेर दोबरा गेल। घरक राखल कम्मल, सीरक, सलगी, फेर निकलि गेल।

पहिल बरखा भेने सबहक घर चुबल। शीतसँ भीजैत आएल चार रौद पड़ने पएरक बेमाए जकाँ चिड़ी-चोंत भऽ फटि गेल। जइसँ बरखामे बखूबी चुबल। चुबैक आरो कारण छलैक। चारमे फड़ल गराड़केँ तकैत-तकैत चिड़ै सभ तना-खोदिया देने जेना चौरी खेतमे धिया-पुता अनेरुआ केशौर उखाड़ैमे खुनैत। जइसँ छप्पर सभमे खाधि बनि गेल। मुदा पहिल बरखा होइक कारणे केकरो मुँह मलिन नै भेल। पहिल बरखामे एहिना होइत आएल अछि, जे सभकेँ बूझल। मुदा जहिना चैत माससँ साल शुरू होइत तहिना बरखाक शुरूआत सेहो चैतेसँ भेल। पहिल पानि भेलापर सबहक मनमे उठल जे जखने अँटियेलहा नार-खढ़ सुखत आकि घर छड़ा लेब। से भेल कहाँ? पहिल बरखाक दोसरे दिन दोहरा गेल। दोहरेबे नै कएल जे दोहरबिते रहि गेल। गोटे दिन दोहरा कऽ, गोटे दिन नागा हुअए लगल। पूस-माघ-फागुनमे जे नार वा खढ़ चैत-बैशाख-जेठमे छाड़ैक उद्देश्यसँ अँटिआएल गेल ओ जाँकेमे भीज-भीज सड़ए लगल। जहिना एक बेर

धारक नासी बाढ़ि सभमे बहैत-बहैत सनमुख धार बनि जाइत तहिना चुबैत-चुबैत सबहक घर चुबाठ घर बनि गेल। चारक खढ़ो आ बत्तियो-कोरो सड़ि-सड़ि खसए लगल। तहिना भीतक माटि धोखड़ि-धोखड़ि खसए लगल। थाल-कादोक घर बनि गेल। बरखा हुअए लगै आकि कियो छिपली-बाटीसँ घरक पानि उपछैत कियो कोदारिसँ काटि-काटि भीतक खसल माटि हटबैत। खाएल अन्न पचब कठिन भऽ गेल।

अपन घरक दशा आ अपना परिवारकेँ अवग्रहमे फँसल देखि तपेसर भगवानकेँ सुमरि-सुमरि कहनि हे भगवान अपना देश लऽ चलू। किअए नर्कमे घिसियौर कटबै छी। मुदा खाली कहनहिटा सँ नै होइत लइयो गेनिहार ने चाही। अपन आगूक रास्ता बन्न देखि तपेसर पाछू घुरि देखैत तँ कनैत मन चिकड़ि-चकड़ि बजैत जे आनो जनमक पाप लोककेँ बिसाइत छै मुदा पछिलो जनमक पाप मन नै पड़ैत अछि। हारि-थाकि बेचारा अन्हारमे चलैत बटोही जकाँ आँखि मूनि थाहि-थाहि आगू डेग बढ़बए लगला। साल बीतल, सबहक जान तँ बचल मुदा रहैक घर रहैबला नै रहल।

धारक पानि जकाँ समए ससरल। दुनू भाए-बहिन धीरज पाँच बर्खक भऽ गेल। घरक छोट-छोट काजो आ खेतसँ बथुआ सागो तोड़ि-तोड़ि दुनू भाए-बहिन आनए लगल। आमक मासमे चटनीले गाछीसँ आमो बीछ-बीछ आनए लगल। जहिना गहुम-बदामक अकुराकेँ कौआ उखाड़ि-उखाड़ि खाएत, से डर आब तपेसरकेँ दुनू बच्चाक प्रति नै रहलनि। गील माटिक बनल वर्तन वा मूरती जहिना रौद पाबि सकता जाइत तहिना दुनू भाए-बहिनक सकताइत शरीर देखि तपेसरक मनमे खुशी भेलनि। नहियो माए छै तैयो दुनू उठि कऽ ठाढ़ भेल। आब तँ केकरो गाइयो-महीस चरा गुजर कऽ सकैए। कहुना जीवियेे लेत। दुनियाँ देखबे करत। जँ मइटुग्गरो कलंक लगल छै तँ की बिआह दान नै हेतै। जरूर हेतै। जहिना हमर बेटा-बेटी मइटुग्गर अछि तहिना कतेकोकेँ हेतै। अपन कमैत भार देखि तपेसरक मन दुनूक -बेटा-बेटी- जिनगीपर पड़लनि स्कूल जाइ जोकर भऽ गेल। जुग-जमाना बदलि रहल अछि। तेहेन समए आबि रहल अछि जे बिनु पढ़ल-लिखल लोककेँ के पुछत? से नै तँ दुनूक नाओं स्कूलमे जरूर लिखा देब। स्कूल मनमे उठिते लत्ता-कपड़ा, सिलेट-पेन्सिलपर पड़लनि। खएर जे होउ बरस्पति दिन जरूर नाओं लिखा देब। आंगुरपर दिन गनिते तेसरे दिन बरस्पति भेटलनि। परसू तँ नाउए लिखाएब तइ बीच लत्तो-कपड़ा आ सिलेटो-पेन्सिल कीन देबै।

दोसर दिन भोरे तपेसर रोटी सन्ना बनौलनि। तीनू गोटे खा बजार विदा

भेलाह। दुइये कोस बजार उठैत-बैसैत साँझ तक घुरि आएब अपना डेगे नै ओकरे सबहक डेगे चलब। कहुना अछि तँ धिया-पुताक नवका पएर छिऐ किने, कुदिते-फनिते चलि जाएत। भूख लगतै तँ मूढ़ी कचड़ी कीन देबै। दू फक्का अपनो खा लेब। एकटा काज तँ भऽ जाएत किने।

बजार पहुँचि दुनू भाए-बहिनकेँ एक-एक जोड़ पेन्ट, एक-एक गंजी, एक-एक अंगाक संग एक-एक सिलेट कीन डिब्बो भरि -एक दर्जन- पेन्सिल कीन तीनू गोटे घूमि गेला।

सूर्योदयसँ पहिनहि तपेसर उठि जलखैक ओरियान केलनि। भिनसुरका स्कूल। बेरू पहर नाओं लिखाएब ओते नीक नै। अखन जे नाओं लिखा देबै तँ बेरसँ पढ़ैयोले जाए लगत।

टेल्हूक बेटा-बेटी भेने तपेसरक जान हल्लुक भेलनि। आंगन बहारब, चुल्हि चिनमान नीपब, थारी-लोटा घुरनी घुअए लगल। अंगनाक काज पतराइत देखि तपेसर सोचलनि जे खेती अपने करब। मुदा समए बदलने खेतीमे नव-नव ओजार आएल। जइसँ उपजो-बाड़ी बढ़ल आ हल्लुको भेल। जइठाम तीन-तीन, चरि-चरि गार करीन लगा लोक छह कट्ठा आठ कट्ठा खेत भरि दिनमे पटबै छल तइठाम दमकल बोरिंगसँ चारि कट्ठा घंटा भरिमे पटैत अछि। तहिना ट्रेक्टरसँ खेत जोतब, थ्रेशरसँ गहुम-धान दौन करब सेहो असान भऽ जाइत अछि।

एक चौथाइसँ बेसी खेत तपेसरक बिक गेल। मुदा जे बँचल अछि ओकरे जँ नवका ढंगसँ खेती करब तँ पहिनेसँ कते गुणा बेसी उपजा हएत। जहिना नव-नव औजार बनल तहिना नव-नव किस्मक बीआ सेहो बनल। जे धान आधा मनसँ लऽ कऽ कट्ठा मन उपजैत छल से क्वीन्टल कट्ठा उपजए लगल। जते आगू दिस नजरि तपेसर बढ़वैत छला तते आशाक प्रखर ज्योति आँखिक सोझमे आबए लगलनि। मुदा समस्यो तँ झमटगर अछि। बाध सभमे छिड़िआएल खेत, नीच-ऊँच साइज माल-जालसँ लऽ कऽ बोनैआ जानवर, चिड़ै-चुनमुनीक संग मूसक उपद्रव, चोरा कऽ जजात कटैसँ लऽ कऽ गाए-महींससँ चोरा कऽ चरबै धरिक उपद्रव इत्यादि। ओझरी देखि तपेसरक मन ठमकि गेलनि।

जहिना सघन वोनमे लोक हरा जाइत, केम्हरो बढ़ैक साहसे ने होइत मुदा बिना निकलने जानो बँचैक संभावना नै रहैत तहिना तपेसरोकेँ भेलनि। ओझराएल मन संगी-सहयोगी तकए लगलनि। संगी तँ जरूर अछि मुदा संगी दू तरहक भेटैत अछि। पहिल, ओहन संगी जे जीवनक एक रास्ता बूझि अपनो कल्याण बुझैत आ दोसर, दोसराक कान्हपर बन्दूक रखि चलबए चाहैत। सोचैत-विचारैत तपेसरक नजरिपर तीनटा संगी पड़लनि पहिल समाजक -गौआँक- सहयोग, दोसर

बैंक तेसर सरकारी।

समाजमे जाति-समप्रदाय ऐ रूपे पसरि गेल अछि जइमे केकरो कल्याण होएब कठिन अछि। सभ अपने ताले बेताल अछि। ने एक दोसरकेँ सोहाइत आ ने नीक देखए चाहैत। तहिना बैंकोक अछि। उचित सूदिपर कर्ज लैमे दौग-बरहा आ खर्च एते पड़ि जाइत अछि जइसँ लोकक मन टूटि जाइत अछि। सरकारी मदति -अनुदान- मात्र दिखाबा अछि। जहिना कनैत धिया-पुताकेँ माए-बाप रासि-रासिक लोभ देखा चुप करैत तहिना सरकारियो अनुदानक अछि। फेर तपेसर ओझरा गेला। प्रश्न उठलनि- की कएल जाए? अपनो तँ पूँजी अछि। पूँजी दू रंगक पहिल- श्रम दोसर धन। नगद नै अछि। मुदा खेत तँ अछि। जहिना खेत बेचि माइयक सेवा आ दुनू बच्चाकेँ पाललौं-पोसलौं तहिना आरो बेचि लेब। जँ किछु जमीन कमबो करत तँ ओते उपजो बढ़त गामक स्कूलसँ धीरजो आ घुरनियो पास कऽ निकलि गेल। दस बर्खक भेने दुनू घर-अंगनाक काजसँ पितोक काममे हाथ बटबऽ लगल। आगू पढ़ैक आशा ऐ लेल नै रहै जे लोअर प्राइमरी स्कूल तँ गाममे रहए मगर मिड़लसँ ऊपरक स्कूल दू कोस गामसँ हटल रहए। सभ दिन चारि कोस चलि पढ़ब कठिन रहै तँए पढ़ाइ छोड़ि देलक। होस्टलक खर्च जुटा नै पबैत।

अखन धरि तपेसर गिरहस्तीक रूपे-रेखा बदलि लेलनि। बाधे-बाध छिड़िआएल खेतक घट्टो लगा-लगा एकठाम कऽ लेलनि। खेते बेचि कऽ बोरिंग-दमकल बड़द सेहो कीन लेलनि। अपना हाथमे पानि एने सालो भरि खेती करए लगला। ओना चारिये मास -बरसात- कँ किसान खेतीक रीढ़ बुझैत। जँ बेसी बरखा भेल, बाढ़ि आएल तँ दहार भेल। नै जँ कम बरखा भेल तँ रौदी भेल।

दस बजेक समए। चारिटा मकैक बालि खेतसँ नेने तपेसर डेढ़ियापर सँ बेटीकेँ सोर पाड़ि कहलखिन-

''बुच्ची, चारू बालि ओराहि दूटा अहूँ दुनू भाए-बहिन लऽ लेब आ दूटा दलानपर नेने आउ।''

हँसैत घुरनी धीरजकेँ कहलक-

''भाय, देखियो केहेन मकै अछि। एहने मकैक मिठाइयो बनैए।''

मकैक बालि घुरनीकेँ दए तपेसर दरबज्जाक ओसारक खूटा लगा ओङठि कऽ बैसि अपन जिनगीक संबंधमे सोचए लगला। पेटक उपाए भऽ गेल। मुदा पेटे जकाँ घरो अछि। ओना अखन परिवारो नमहर नहिये अछि। मुदा तैयो रहैले तँ घरे चाही। तहूमे गिरहस्तक परिवार छी। बोरिंग ने खेतमे गारल अछि मुदा दमकल रखैले तँ घरे चाही। जँ से नै करब तँ बरसातमे बीझा जाएत। जइसँ

कते पार्ट-पुरजा बिगड़ि जाएत। संगे बाहरमे रखने चोरो चोरा लेत। आब कि कोनो पहिलुका चोर रहल जे ऊखरि-समाठ चोराओत। आब तँ यएह सभ-दमकल, ट्रेक्टर, थ्रेशर इत्यादि- चोराओत। तहिना बड़दोले घर चाही। बेटो-बेटी ढेरबा भेल। काज केनिहार घरमे बढ़ने काजो बढ़बए पड़त। खेतसँ जोड़ल जे-जे काज अछि। वएह बढ़ाएब ने नीक हएत। अखन दुइयेटा गाए कीनब। पहिलुका तँ बुढ़ भऽ गेल। आब ओ थोड़े पाल खाएत। अन्नेक खेती नै तीमनो-तरकारी आ फलो-फलहरीक खेती करब। कोन चीज सस्ता अछि। जितियामे पचास रूपैये मडुआ चिक्कस आ नरक निवारण चतुर्दशी दिन चालीस रूपैये अल्हुआ-सुथनी बिकैत अछि। बोरिंग लग सेहो इंजनबला पानि खसैत अछि से जइसँ कट्ठा भरिमे कोनो उपजा नै होइए। ओना जँ मोथी रोपि दिअए तँ सेहो हएत मुदा आब की लोक मोथीक बिछानपर सुतैए। आब तँ पलास्टिक जिनगी ओहन प्रेमी बनि गेल अछि जे दिन-राति संगे रहैए। तइसँ नीक जे कट्ठो भरि खुनि माछे पोसब। नै बेचै जोकर हएत, खाइयो जोकर तँ हेबे करत। जखन एते मेहनति करै छी तँ नीक खेनाइ आ नीक घर बना नै रहब तँ धने लऽ कऽ की करब। आँखि मुनि तपेसर अपन अगिला जिनगीक संग पाछू दिस सोचए लगलाह। तखने घुरनी दुनू ओराहल मकैक बालि नेने आबि कहलकनि-

"बाबू, बाबू.....।"

चौंकेत आँखि खोलि तपेसर बजलाह- "हँ।"

मकैक बालि हाथमे देखि बजला-

"नोन-तेल औंस देने छहक किने?"

"हँ।" तहीकाल उत्तरसँ दछिन मुँहेँ जाइत चेतनाथ दरबज्जा सेझे आबि ठाढ़ भऽ गेला। हाथमे बालि लऽ निहारि-निहारि तपेसर देखते रहथि आकि आँखि बढ़ि चेतानाथपर गेलनि। चेतनाथकेँ ठाढ़ देखि कहलखिन-

"किअए ठाढ़ छी। किनकासँ काज अछि?"

तपेसरक बात सुनि चेतनाथ बजलाह किछु नै, ससरि दरबज्जा दिस बढ़लाह। लग अबैत देखि तपेसर दुनू बालि हाथमे नेनहि उठि कऽ ठाढ़ होइत वामा हाथक आंगुरसँ आँखि पोछि देखिते सिहरि गेला। माथक सोन-सन केश दाढ़ी मोंछ झबड़ल। देहक हड्डी झक-झक करैत, दाँत विहीन मुँह, मैलसँ कारी खट-खट देहक वस्त्र।

अनायास तपेसरक मुँहसँ निकललनि-

"कने एक घोंट पानि पीब लिअ?"

पानि सुनि चेतनाथक मनमे उठलनि। जिनगी भरि परमात्माक सेवा केलौं,

अंतिम अवस्थामे बिनु सेवाक फल केना खाएब-पीब? भूखसँ जरैत वायु -पेटक- हुमरि-हुमरि शान्त करैले कहनि। मुदा जिनगी भरिक तपल मन मानैले तैयार नै होन्हि। चेतनाथ बजलाह-

“पिरिवारमे के सभ छथि?”

चेतनाथक प्रश्न सुनि तपेसरक मन ठमकि गेलनि। ठमकल देखि चेतनाथ दोहरबैत कहलखिन-

“चुप किअए भेलौं?”

जहिना पतझारक समए गाछमे कोनो-कोनो कलशक मुड़ी जहिना सुख-दुखक बीच अपन अस्तित्व जीवित रखए चाहैत तहिना तपेसरक मनमे भेलनि मिरमिरा कऽ बजलाह-

“माइयो-बाप आ पत्नियो मरि गेली। अपने छी आ दूटा बच्चा अछि।”

घुरनी लगेमे ठाढ़ रहनि। धीरज आंगनमे मकै खाइत रहए। चेतनाथ-

“दुनू बच्चाकेँ सोर पाड़िओ?”

घुरनीकेँ देखबैत तपेसर कहलखिन-

“एकटा यएह छी दोसर आंगनमे अछि।” कहि धीरजकेँ सोर पाड़लखिन। दुनू बच्चाकेँ देखि चेतनाथ कहलखिन-

“एक शर्त्तपर पानि पीब सकै छी?”

“की?”

“जँ दुनू बच्चाकेँ पढ़बैक -संगीत कला- काज दी।”

जिनगी भरि कमा कऽ खेलौं मरैकाल एहेन अधर्म नै करब। अपन मनक विचार पाबि तपेसर खुशी भेलाह। अह्लादसँ हृदए ओलड़ि गेलनि। पेटमे गुद-गुदी लागए लगलनि। ठहाका मारि हँसैत कहलखिन-

“अपनेक शर्त्त सहर्ष स्वीकार अछि। पहिने पानि पीब लेल जाउ।”

अपन झड़ैत जिनगीमे आशाक किरण उगैत देखि मुस्की दैत चेतनाथ बजलाह-

“हँ, आब पानिये नै भोजनो करब।”

दुनू गोटे एक-एक मकैक ओरहा खा पानि पीब, गप-सप्प करए लगलाह।

चेतनाथ- “आइयेसँ दुनू बच्चाकेँ पढ़ाएब शुरू करब।”

तपेसर- “आइ छोड़ि दियौ दसम बर्खक अंतिम दिन आइ छी। काल्हि एगारहम चढ़त। एगारहम जन्म दिनक अवसरपर दसटा समाजोकेँ भोजन करेबनि आ दुनू बच्चाकेँ पढ़ाइयो शुरू करब। तइ बीच अपने अपन जिनगीक किछु बात कहिऔक।”

तपेसरक बात सुनि चेतनाथ विस्मित भऽ गेला। आइ धरि जे प्रश्न कियो ने पुछने छलाह ओइ प्रश्नक उत्तर दिअए पड़त। एक क्षण चुप भऽ सौंसे जिनगी देखि बजए लगलाह-

''माता-पिता बहुत पहिने मरि गेलाह। पत्नियो मरि गेली सखा-सन्तान नै भेल। असकरे छी। पाँच बर्ख पूर्व धरि कहियो असकरुआ नै बूझि पड़ल। मुदा पाँच बर्खक बीच जे गति भेल ओ बजै जोकर नै अछि।''

तपेसर- ''से, की?''

चेतनाथ- ''जहियासँ होश भेल तइ दिनसँ कहै छी- चारि भाए-बहिनक बीच सभसँ छोट छलौं। माइक बड़ दुलारू। आठे-नअ बर्खक रही तहियेसँ नाच-तमाशा, कीर्तन भजन दिस मन लागए लगल। गाममे नाचो पार्टी रहै आ भजनियो पार्टी। सभ मंगल दिनकेँ महावीरजी स्थानमे साँझू पहरमे कीर्तन होय। अपना गामक संग-संग आनो गाममे अष्टजामो आ नाचो करए पार्टी जाए। भाँज लगा-लगा हमहूँ जाय। ओतैसँ गोटे-गोटे पाँति सीखने आबी। जेकरा भरि दिन गाबी। खजुरी बनबैक फुरल। फुटल घैलक कान हाँसूसँ काटि बेलक लस्सा लगा कागज साटि खजुरी बनेलौं।''

हँसैत धीरज पुछलकनि-

''कागजक खजुरी फुटबो करए?''

धीरजक बात सुनि चेतनाथकेँ क्रोध नै उठलनि। वात्सल्यक बाढ़िमे बहए लगलाह। बजलाह-

''खूब फुटे। मुदा काजो बड़ भारी नहिये रहए जहिना अनेरुआ बेल भेटए तहिना दोकानक पुड़ियाक कागज। लगले फेर बना ली। गबैत-बजबैत साजपर हाथो बैसि गेल आ बोलियो सर्रास भेल। गाममे रामलीला आएल। आंगनमे खाऽ ली आ भरि दिन-राति ओकरे सभ लग रही। जखन जाए लगल हमहूँ संग पकड़ि लेलौं। साजो बजाएब सीख लेलौं आ पार्टो खेलए लगलौं। जेहने आवाज सुरिला रहए तेहने हरिमुनियाँपर हाथ। एक दिन ठीकादास देखलनि। ओ राजक गबैया छलाह। संगे लऽ गेला। हमहूँ राजक गबैया भऽ गेलौं जखन राजशाही टुटलै तखन उनटि कऽ गाम चलि एलौं। किछु दिन गामे-गाम उत्सव सभमे जाए लगलौं। ओहो कमि गेल। तइ दिनसँ दिनो-दिन दशा बिगड़िते गेल।''



# शंभुदास

जिनगीक ओइ सीमापर शंभुदास पहुँचि गेल छथि जतए पछिला जिनगीक बहुतो विचार आ काज स्वत :छुटि गेलनि। किछु नव जे मनमे उपकि रहल छन्हि ओ करैले जइ शक्ति आ सामर्थक जते जरूरति छन्हि ओ तकनौ नै भेट रहल छन्हि। जेना आगिक चिनगोरा रसे-रसे पझा-पझा या तँ मैल जकाँ ऊपर छाड़ने जा रहल छन्हि या झड़ि-झड़ि खसि रहल छन्हि। डंटीसँ टुटल पोखरिक कमल सदृश हवाक सिहकी वा पानिक कम्पन्नसँ दहलि रहल छन्हि। जे कहियो कामधेनु ,फूल-फड़सँ लदल वृक्ष सदृश छलनि वएह आइ ठाँठ वा पत्रहीन ठूठ बूझि पड़ि रहल छन्हि। जे कहियो राजभोगक बीच दिन बितबैत छलाह आइ अन्न-वस्त्र  विहीन भीखक घाटपर बैसि अपन जिनगीक हिसाब-वारी जोड़ि रहल छथि। मन कहैत छन्हि जे सभ दिन तँ गुनगुनाइत रहलौं -जे बच्चा कनैत ऐ धरतीपर अबैत अछि आ हँसैत जाइक चाहिऐ ,मुदा से कहाँ......? जे आत्मा बिनु विवेकक जिनगी टपि विवेकवान लग पहुँचल ओ आगू नै बढ़ि पाछू दिस किअए ढड़कि रहल अछि। सोन-सन उज्जर धप-धप दाढ़ी-मोछक संग माथसँ पएरक अंगुरिक धरिक केश ,आमील सन सुखाएल गालक संग अगिला भाग , सामर्थ हीन हाथ-पएरक मुदा आँखिक ज्योति भोरक ध्रुवतारा जकाँ ललौन मन उफनि उठलनि जे देवस्थान जकाँ तिरपेखनि ऐ दुनियाँक करब।

जहिना बाध-वोनक ओहन परती जइपर कहियो हर-कोदारि नै चलल सुखि-सुखि गाछि-विरिछ खसि उस्सर भऽ जाइत ,ओइ परतीपर या तँ चिड़ै-चुनमुनीक माध्यमसँ वा हवा-पानिक माध्यमसँ अनेरुआ फूल-फड़क गाछ जनमि रौद-वसात ,पानि-पाथर ,अन्हर-विहाड़ि सहि अपन जुआनी पाबि छाती खोलि बाट-बटोहीकेँ अपन मीठ सुआदसँ तृप्ति करैत तहिना जमुना नदीक तटपर शंभुदासक जन्म बटाइ-किसान परिवारमे भेलनि। रवि दिन रहने समाजक दाय-माय शुभ दिन मानि शंभु नाओं रखलकनि। परदेशिया जकाँ तँ नै जे जन्मसँ पहिनहि माए-बाप नामकरण कऽ लैत। छठम दिनसँ पूर्वक सभ कष्ट बिसरि शंभुदासक माए सुखनी अपन सुखैक निआसा छोड़ि अपन देवस्थानक देवता पूजनमे हराएल। अपन मर्यादा गसि कऽ पकड़ि शंभुक सेवामे जुटि गेलीह। परिवारक बोझक तर पिता ,तँए बिलगा कऽ किछु नै सोचथि।

पाँच बरख पूर्व धरि संतोखीदास आ सुखनी ,खेतिहर बोनिहार छलाह। खेतियो तँ मौसमेक हाथक खेलौना। बेठेकान। मुदा तैयो तँ सभ बुझैत जे

जाड़ ,गरमी आ बरसात ,सालक तीन अवस्था छी। भलहिं गोटे साल शीतलहरी पाबि जाड़ अपन बिकाराल रूप देखबैत तँ रौदी पाबि गरमी। बरखा पाबि बसात बाढ़िक संग नंगटे नचैत तँ झाँट पाबि ताण्डव करैत।

बजारवादक हवा सिहकल। जे विहाड़ि सदृश उठल मुदा पहाड़ आ वोनक टाट अँटकौलक। गतिकेँ कम केलक मुदा तैयो बहिते रहल। जाड़-रौदीक मारल किसानो आ बोनिहारो गाम -खेती-पथारी- छोड़ि बजार दिस विदा भेल। जहिना घर बनबैमे पातरसँ मोट खूँटाक जरूरति होइत तहिना करखाना चलबए लेल मजदूरसँ लऽ कऽ संचालक धरिक आवश्यकता भेल। उजड़ल-उपटल गामक रूखिमे बदलाव आबए लगल। खेतमे काज केनिहार बोनिहारकेँ कारखानाक नव मजदूरी भेटए लगल। जइसँ जिनगीमे हरिअरी आबए लगलै। मुदा हवाक गति धीरे-धीरे तेज हुअए लगल। सस्त मजदूर पाबि रंग-बिरंगक कारोबार शहरमे जन्म लिअए लगल। जइसँ श्रमिकक मांग बढ़ल। टुटैत गामक जिनगीसँ तंग भऽ बेबस श्रमिक जेर बना-बना बजारक बाट पकड़लक। श्रमक विकरीक कारोबार जोर पकड़लक। खुल्लम-खुल्ला विकरी बट्टा हुअए लगल।

गामक श्रमिकक पड़ाइनसँ गामो हलचलाएल। खेतबलाकेँ कारखाना पहुँचने खेतीमे ठमकाउ आएल। श्रमिकक अभावमे खेती ठमकल। समाजक विचारधारामे बदलाव आएल। एक विचारधारा -जे अखनो धरि सम्पतिकेँ प्रतिष्ठा बुझैत -जे पहिलुके खेतीकेँ थोड़-थाड़ अन्न-पानि खुआ-पिआ जीवित रखलनि तँ दोसर विचारधारा -शहरी कारोबार देखि- खेत-पथार माने ग्रामीण सम्पत्तिकेँ पूँजी बूझि आमद-खर्चक हिसाब जोड़ि विचारमे बदलाव अनलनि। संग-संग बटाइ खेतीक बीच नव-समस्या सेहो उठल। जइठाम अखन धरि गामक जमीनदार खेतक उपजे बेर-टामे खेतक दर्शन करैत ,ओ गामसँ बाहर भेने सालक-साल खेतक दर्शनसँ बिमुख भेलाह। संग-संग गाममे श्रम-शक्तिक अभाव भेल। बटेदार वर्गक वृद्धि भेल। खेतक बटाइ प्रथामे बदलाव आएल। जइसँ आमक कन -फड़क हिसावसँ- उपजाक मनखप आ पोसिया माल-जालमे बदलाव आएल। कोनो धरानी संतोखीदास एकटा बड़द बनौलक। दू परानीक हाथ-पएर आ एकटा बड़द पाबि संतोखीदास बटेदार किसानक रूपमे ठाढ़ भेल। पेट भरने परिवारमे खुशीक बाढ़ि तँ नै मुदा पटवी पानिक खुशी जरूर आबि गेल। संतोखीदास बीघा भरिक खेतिहर बनि गेल। नव आर्थिक विकास भेने परिवारक बच्चो सभमे मौलाहट कमल। जइसँ बच्चाक मृत्युक संख्यामे कमी आएल। ओना अखनो धरि श्रमिक परिवारमे बेटा-बेटीमे अन्तर नै बूझल जाइत किएक तँ भगवानक अगम लीलाक बीच हस्तक्षेप नै करए चाहैत मुदा बजारक बिखाएल वयार तँ बहिये रहल अछि।

शंभुकेँ तीन बर्ख पुरिते जहिना शीतलहरीमे पहु फटिते सुरूजक रोशनीक आशा जगैत ,बदरीहन समए बादलकेँ छिड़िआइते घरसँ बहराइक आशा जगैत तहिना संतोखियोदास आ सुखनियोकेँ भेल। जिनगी भरिक लेल मनखप खेत भेटने किअए नै दुनू परानीक मनमे आशा आओत। तहूमे बाढ़ि-रौदीक सालक कोनो देनदारिये नै ,रहल सुभयस्त समैक देनदारी। ओहो देनदारी कि अन्तैसँ कमा कऽ आनए पड़त। धरती माता कामधेनु। जते करब तते पाएब। जखन मन हएत तखन खाएब। दिन-राति ओँघराइत रहब।

अखन धरि सुखनी शंभुक पाछू आंगनसँ नै निकलि पबैत छलीह मुदा आब तँ शंभु तीन सालक भऽ गेल। अगहन मासमे खेतक आड़िपर धानक खोंचड़िक घर बना देब ओइमे खेलेबो करत आ ओँघी लगतै तँ सुतबो करत। गरमी मासमे गाछक छाहरिमे रहत। लऽ दऽ कऽ बरसात रहल। तँ बरखो कि लोककेँ बिना चेतौने अबैए। अबैसँ पहिने राजा-रजवार जकाँ समाद पठा दैत अछि। तहूमे बरखा केहेन रूपमे आओत सेहो तँ कहिये दैत अछि। जेठुआ बरखामे जे दुइयो बेर देह धुआ जेतै तँ सालो भरि धुआएले रहतै। बच्चा कि कोनो सियान सैतान होइए जे भरि दिन डाँउ-डाँउ करत। ओकरा तँ अन्न-पानि भेट जाइ ,भरि दिन बौआइत रहत। जहिना नव दाँत जनमने मसुहरि किछु करैले सबसबाइत अछि तहिना बच्चोक मन।

जेठक दसहारा। वरसपति दिन। गिरहस्तीक पतराएल काज। अटुट फड़ल आम-जामुनक गाछ। गामक-गाम लोकक मन गदगद। किअए ने रहत। दू मास जे अमृत फल भेटत। बाधक चौबगली गाम अष्टयाम कीर्तनक मंत्रसँ अकास गनगनाइत। केम्हरो ''सीताराम ,सीताराम सीताराम जय सीताराम'' तँ केम्हरो ''काली ,दुर्गे राधे श्याम ,गौरी शंकर सीताराम।'' केम्हरो ''हरे राम ,हरे राम...।'' तँ केम्हरो ''हरे कृष्ण हरे कृष्ण।''

दसहारा रहने ब्रह्मस्थानमे घोड़ा चढ़ौल सजाओल जाएत। ऐबेर तँ जहिना ब्रह्मबाबा खुशी छथिन तहिना लोकोक मन। आन साल जकाँ कि ऐबेर हल्लुक दामा टंगसुखा घोड़ा लोक चढ़ौत पहिने सए-पचास बेना दऽ दऽ सरैसो घोड़ासँ निम्मन-निम्मन चढ़ौत। दूध-पीठ खाइत-खाइत ब्रह्मोबाबाक मन अकछा गेल छन्हि तँए ऐबेर सेरही ,पन सेरही ,दस सेरही ,अध मनीक संग मनही मुंगबा सेहो परदेसिया सभ चढ़ौत।

दिनक एगारह बजैत। माटि-पानि तबने हबो तबि गेल। खेतक जे खढ़ अछि ओ रोहनि मिरगिसरामे नै सूखत तँ सालो भरि ओकर ओधि थोड़े सूखत। तँए संतोखीदास मरूआ खेत जोतए आ सुखनी खढ़ बिछए गेल। मुदा छोट

बच्चा शंभुकेँ असकरे आँगनमे केना छोड़ि दितथि। शंभु लेल बाटीमे भात आ भरि डोल पानि नेने खेत गेलीह। अपनो सभकेँ पियास लगतै तँ पीबैक खियालसँ। खेतसँ कट्ठा दुऐक हटि आड़िपर एकटा बज्जर केराइक अनेरुआ गाछ। जेकरा निच्चाँमे सघन छाहरि तँ नै मुदा छाहरि। जतए शंभुकेँ खेलाइले छोड़ि अपने दुनू परानी संतोखीदास खेतमे काज करैत। काज लगिचाएल देखि , खाली हड़मड़ी चौकी देब बॉकी ,हर खोलि चौकी ठेक संतोखीदास पत्नीकेँ कहलखिन -

"रौदमे मन तबधि गेल हएत ,कनीखान छाहरिमे जिरा लइले चलू।"

सुखनी -"सएह कहए चाहै छलौं मुदा काज लगिचाएल देखि नै कहै छलौं। जे काज ससरि जाइ छै ओते तँ जाने हल्लुक होइ छै किने।"

"हँ से तँ होइ छै। मुदा काजो कि......?"

"से की?"

गैंचियाह नजरि पत्नीपर दैत संतोखीदास मुस्की दैत कहए लगलखिन -

"जहिना भाँग-गांजा अपन सेवककेँ, बेशिया इश्कबाजकेँ बौड़ा दैत तहिना ने काजो अपन कर्ताकेँ बाबला बना जान लइपर तुलल रहैत।"

"नै बुझलौं?"

"देखै नै छिऐ ,दोकान सभमे लिख कऽ टांगल रहैए जे ,काज करैत चलू फलक आशा नै करू। 'जखन मनुख छी रोड-सड़ककेँ नापि मीलक पाथर गारल रहैए तखन कतए कोन रास्ता चलक चाही से तँ सोचए पड़ैत किने। आकि रस्ते भुतिया जाए। जे बाट नै देखल रहै छै ओही बाटमे ने लोक भुतिआइए। खैर ,छोड़ू ऐ सभकेँ चलू कनी ठंढाइयो लेब दू घोंट पानियो पीब लेब आ तमाकुलो खा लेब।"

दुनू परानी बज्जरकेराइक गाछसँ फड़िक्के देखलनि जे शंभु पूबारि पारक अष्टयामक मंत्र -"हरे कृष्णा ,हरे कृष्णा ,कृष्णा-कृष्णा हरे-हरे" एक ताले छठिक ढोल जकाँ थोपड़ी बजबैत गबैत रहए। बेटापर नजरि पड़िते सुखनी अधखिल्लू फूल जकाँ बिहुँसैत पतिकेँ कहलनि -

"देखियौ ऐ छौंड़ाकेँ। आन धिया-पुता रहैत तँ माए-माए करैत। केहेन मगन भेल अछि।"

पति -"रौदमे तबैध तँ ने गेल अछि?"

"तबधल बच्चा थोपड़ी बजा गाओत आकि अहोछिया काटत।"

"हँ से तँ ठीके।"

जहिना तत्व चिन्तक आत्माक तार जोड़ि ब्रह्मतत्वक अन्वेषण करैत तहिना

शंभु कृष्ण मंत्रसँ अपन मनक तार जोड़ि अष्टयामक धुनमे बेसुधि भेल मीरा जकाँ गाबि रहल अछि।

जहिना एक्के फुलवाड़ी वा गाछीमे भिन्न-भिन्न रंगक फूल वा फल ताधरि अपन परिचयसँ हराएल रहैत जाधरि बच्चा सदृश पालल-पोसल जाइत ,मुदा जखन अपन गुण वा रूप देखबै जोकर भऽ जाइत तखन एकठाम रहितो बेड़ाए लगैत तहिना छह बर्ख अबैत-अबैत शंभुओ बेड़ाए लगल। परिवारमे अनेको रंगक वस्तु-जात रहितो ओतबे सिनेह रखैत जते काजक वस्तु बुझैत। जइ वस्तुक प्रयोजन आन-आन रूपकेँ आन-आन काजमे होइत तइसँ भिन्न ओइ वस्तुक उपयोग अपन काज देखि करए लगल।

अपना खेत-पथार नै रहितो संतोखीदासक परिवार गामक किसान परिवारक खाढ़ीमे आबि चुकल छल। जहिना किसान परिवारमे वाइस-बेरहट कऽ कऽ खाइत अछि तहिना संतोखियोदासक परिवारमे चलए लगलनि। ओना ई गति लगातार नै चलि पबैत किएक तँ किसान परिवार डेंगी नाह जकाँ सदति ऊपर-निच्चाँ होइत रहैत। जइ साल खरचट्टा वा दहार समए भेल तइ साल सभ धुआ-पोछा गेल। मुदा जइ साल सुभितगर समए भेल तइ साल पुन :नव-पुरानक चालि पकड़ि लैत। नवे- पुरानक चालि ने रसगरो आ सुअदगरो होइए , अगिला-पछिला बाट देखि चलबे ने दिशा दैत। जेना एक्के आमक चटनी टटका नीक होइत तँ अचार बसिया। जते- पुरान तते रसगर। मुदा चटनी तँ लगले अरुआ जाइत। तहिना नवका कुरथीक दालि आ पुरान राहड़िक दालि।

अखन धरि शंभु ,परिवारकेँ खाली खाइ-पीबै ,माता-पिताक संग रहैक टा बुझैत। किएक तँ बाल-बोध बूझि ,ने माता-पिता किछु करैले अढ़बैत आ ने शंभु परिवारक काजकेँ अपन काज बुझैत। सदति धैनसन। सोलहन्नी वैरागी जकाँ। मुदा तँए कि शंभु भरि दिन ओछाइनेपर ओँघराएल रहैत सेहो बात नै। जँ किछु नै करैत तँ दिन-राति केना कटैत छैक।

अखनो धरि गामक किसान धरतीसँ अकास धरिक स्मरण साँझ-भोर जरूर करैत अछि। भोरमे धरतीक स्मरण तँ साँझमे अकास विचरण जरूर करैत अछि। आने परिवार जकाँ संतोखियो दासक परिवार। परिवारमे शंभुक कोनो मोजरे नै। मात्र खाइ-पीबै आ सुतै बेर माता-पिता सिर चढ़बैत। बॉकी समए साँढ़-पारा जकाँ अनेर बौआइत ढहनाइत। तँए कि सींग-नाङरिबला पशु जकाँ कि शंभुकेँ थइर-पगहाक जरूरति होइत। 'अनेर गाएकेँ धरम रखबार 'होइत।

भोरमे जखन संतोखी दास खेत-तमैक विचार करए लगथि तँ नचैत हृदेक घूंघड़ूक कम्पन्न ठोठक स्वर होइत खापड़िक मकै-जनेरक लाबा जकाँ कूदि-कूदि

निच्चाँ खसैत तहिना संतोखियो दासक मुँहसँ रंग-बिरंगक मौसमक संग मौसमी सिनेह छिड़ियाए लगैत। जेकरा बीछ-बीछ शंभु खेलेबो करैत आ तहिया-तहिया सीनाक डायरीमे लिखि-लिखि रखबो करैत। हृदयंगम करैत। मुदा बच्चाक कचिया डायरी रहने किछु लिखेबो करैत आ किछु नहियो लिखाइत। मुदा प्रति भोर आ साँझक स्वर 'सीताराम-सीताराम' ,'राधेश्याम-राधेश्याम 'डायरीक ऊपरेक पन्नामे लिखा गेल। जेकरा भरि दिन शंभु गो-मुखी रूद्राक्षक माला बना जपैत रहैत। कामधेनु गाए जकाँ सदति दूधक ढारसँ नव-नव राग-रागिनी स्वत :आबए लगल। कंठक स्वर-लहरी हाथकँ थिरकबए लगल। जइसँ कखनो दुनू हाथ मिलि ताल मिलबैत तँ कखनो पल्था मारि बैसि ठेहुनपर ताल मिलबए लगल।

घर-अंगना एक रहने पिताक संग आ माइयोक पाछू-पाछू आंगन बाहरैत समए ,चुल्हि-चिनमार नीपैक समए ,जाँत-ढेकी चलबैक समए शंभु नाचए-गाबए लगल। बेटाक बौराइत मन देखि माइयो आत्म-विभोर भऽ झूमि-झूमि शंभुक आँखिमे आँखि गारि फड़ैत-फुलाइत फुलवाड़ीमे हरा जाइत।

माता-पिताक उसकैत हाथ देखि शंभुओक हाथ खाइबला बाटीपर उसकए लगल। खजुरी जकाँ ओकरा बजाएब शुरू केलक। केना नै करत? कामेसँ राम आ रामेसँ काम ने चलैत अछि। मुदा भारी द्रव्यक बाटी रहने हाड़-मासुक हाथक ओंगरी कतेकाल ठठत। जे बात शंभु तँ नै बूझि सकल मुदा संतोखी दास बूझि गेलखिन। सोचलनि जे जँ खजुरी बना दिऐ तँ चौबीसो घंटा शंभु आनन्दमे मगन रहत। बेटाक प्रति पिताक दायित्वे की? यएह ने जे हँसी-खुखीसँ दिन-राति चलैत रहए। मन मानि गेलनि जे बेटाकँ खजुरी बना देबै। एकलव्य जकाँ साजमे खजुरियो ने अछि। ने ओकरा दोसर संगीक जरूरति होइत आ ने कखनो अपनाकँ असगर बुझैत। जहिना हवामे उड़ैत रोग लोककँ पकड़ि लैत , लगन अबिते बर-कन्याकँ पकड़ए लगैत ,तीर्थ-व्रतक डोरी लगैत तहिना शंभुओकँ गीत-नादक माने संगीतक रांग पकड़ि लेलक। जइसँ पिताकँ हर जोतैत ,कोदारि पाड़ैत ,धान-रोपैत कालक गुनगुनीक संग आंगन बाहरैत ,धान कुटैत ,जत्ता चलबैत कालक गुनगुनी पकड़ि लेलक। जेकरा संग शंभु भरि दिन मगन भऽ गारा-जोड़ी केने बुलए-भंगए लगल। मुदा तँए कि शंभु एतबेमे ओझराएल रहल? नै! ने ओकरा गामक आन घर अनभुआर आ ने लोक अनठिया बूझि पड़ैत। तहूमे एकठाम रहने जखन माए-बापक संग बाध-वोन दिस जाए तँ वएह घर वएह लोक देखए। समाज तँ ओहन सरोवर छी जइमे घोंघा-सितुआसँ लऽ कऽ कमल धरि फुलाइत अछि। देवस्थानमे साँझ-भोर घड़ीघंट ,शंख बजैत खरिहाँनमे धान फटकैत सूपक अवाज अकासमे उड़ैत। काठपर ओंघराइत टेंगारी-कुड़हरि गर्द

करैत तँ चुल्हिपर चढ़ल बरतनक अदहन झ-झ-काली करैत रहैत।

छह बर्खक बेटा शंभु लेल संतोखी दास खजुरीक ओरियान करैक विचार केलनि। ओना हाट-बजारमे खजुरी तँ नै बिकाइत अछि मुदा हरिहरक्षेत्र ,सिहेश्वर , जनकपुर आ देवघरमे तँ बिकाइते अछि। मुदा ओतएसँ आओत केना? अखन तँ ओम्हर मुँहे जाइक निआर नै अछि। ओना गामोमे बरही लकड़ीक कठरा बनबैए। सरिसोबा सनगोहि मारि मघैया खेबो करैए आ ओकर छाल बेचबो करैए। अगर जँ कठरा बनबा लेब आ सनगोहिक छाल कीन लेब तँ तेबखाक बेसनसँ अपनो छाड़ि लेब। हम सभ कि कोनो शहर-बजारक लोक छी जे बेटा-बेटीकेँ पेस्तौल बम-बारूद-छुड़छुडी-फटाका -खेलाइले देबै। जँ खेत-खरिहाँन दिसक मन देखितिऐ तँ खिएलहा हँसुआ-खुरपी खेलाइले दैतिऐ जँ से नै देखै छिऐ तँ एकरा खजुरियेक ओरियान कऽ देबै। सएह केलनि।

जहिना हाथमे औजार ऐने श्रमिक बड़का-बड़का इंजिन बना चलबैत तहिना हाथमे खजुरी ऐने शंभुओ परिवारक संग समाजक कीर्तन ,भजन ,यज्ञ इत्यादिमे शामिल हुअए लगल।

छह बर्ख बीतैत-बीतैत शंभुक हाथ खजुरीपर बैसि गेल। जइसँ असकरे आंगनक ओसारपर बैसि जाधरि हाथक आंगुर नै दुखाए लगै ताधरि एकताले सीता-राम सीता-राम ,राधेश्याम ,राधेश्याम खजुरिक अवाजक संग अपन कंठक अवाज मिला उन्मत्त भऽ गबैत-रहैत।

भगवानोक लीला अजीव छन्हि। एक्के मनुख वा पशु-पक्षीक गोटे बच्चाकेँ उम्रसँ बेसिऐ बना दैत छथिन आ कोनोकेँ कम बना दैत छथिन। कियो पाँचे बर्खमे पनरह बर्खक बुधि-ज्ञान अरजि लैत अछि तँ कियो पनरहो बर्खमे पाँचो बर्खसँ निच्चे रहैत अछि। जेना शंभुओकेँ भेल। छबे बर्खमे पनरह बर्खक बच्चाक कान काटए लगल। तहूमे तेहेन समाजक स्कूल अछि जे जते मेहनति करए चाहब ओते फलो भेटबे करत।

सदिकाल कतौ ने कतौ कोनो-ने-कोनो उत्सव समाजमे होइते रहैत अछि। देवस्थानसँ परिवार धरि कतौ अष्टयाम-कीर्तन तँ कतौ बच्चाक मूड़न ,कतौ सत्यनारायण भगवानक पूजा तँ कतौ बिआह-दुरागमन। शुभ काज तँए शुभ वातावरण बनबए लेल शुभ-शुभ क्रिया-कलाप। शुभ क्रिया-कलापक लेल कतौ ढोलक-झालि हारमोनियमक संग रामधुन चलैत तँ कतौ ढोल-पिपहिक संग गीत-नाद। ततबे नै संग-संग परिवारक उत्सवमे समबेत स्वर माए-बहिनक गीत-नाद सेहो चलबे करैत अछि। जहिना पाँच बर्खक बच्चा स्कूलमे नाओं लिखा दोसर-तेसर बच्चा संग पढ़ैत तहिना शंभुओ समाजमे कतौ ढोलक-झालि वा

ढोल-पिपहिक अवाज सुनिते ठोकले ओइ जगहपर पहुँचि ,वेद पाठी जकाँ आँखि-कान समेटि ताधरि देखैत-सुनैत रहैत जाधरि विश्राम करैले बन्न नै होइत। शंभुक क्रिया-कलापसँ दुनू परानी संतोखी दास सेहो निचेन भऽ अपन काज करैत रहैत। काजमे मस्त रहैत। किएक तँ दुनू परानी बूझि गेलाह जे जतए ढोल-पिपही बजैत हएत शंभु ओतए जरूर हएत। तँए जखन खेत-पथारसँ काज कए घुमैत तँ ठोकले ओइ स्थानपर पहुँचि शंभुकेँ ताकि अनैत।

समाजो तँ ओहन बाट बना चलैत जइसँ हँसैत-खेलैत जिनगी बिनु थकनहि सदति चलैत रहैत। केना नै चलत? धार ककर आशा-बाटक प्रतिक्षा करैत। जहिना अपना गतिये दिन-राति चलैत रहैत तहिना ने समाजो अपना गतिये सदैत चलैत रहैत।

नवम् बरख चढ़ैत-चढ़ैत शंभुआ शंभु बनि गेल। कारण भेल जे आन-आन बच्चासँ भिन्न काजक प्रति झुकाव हुअए लगलै। जहिना जीवनी -जीवनक पारखी- वोन-झाड़ वा गाछी-बिरछीमे ,बरसातोपरान्त आसिन-कातिकमे नव-नव गाछकेँ माटिसँ ऊपर होइते डारि-पातसँ परखि लैत जे ई फॅल्ला वस्तुक गाछ छी मुदा अनाड़ी नै परेख पबैत तहिना समाजोक पारखी शंभुकेँ परखए लगल। छोट बच्चा जहिना लत्ती-फत्तीमे फड़ल हरिअर चारि पएरबलाकेँ ,जेकर मुँह घोड़ा सदृश नमगर होइत ओकरा घोड़ा मानि पकड़ि अपन खेलक एक भाग ,सर्कश जकाँ , बना खेलैत तहिना कीर्तन मंडलीक बीच शंभुओ एक अंग बनि गेल। ओना अदौसँ लोक किछु समटल किछु बिनु समटल जे लोकक वोन-झाड़मे हराएल रहल ,केँ चिन्हैत आबि रहल अछि। जँ से नै रहैत तँ किछु बनैया किअए शिकारक पात्र बनैत। मनुखक लगाओल खेती-बाड़ी वा माल-जालकेँ जँ बोनैया नष्ट करए चाहत तँ किअए लगौनिहार अपना सोझामे अपन श्रमकेँ नष्ट होइत देखत। एहनो-एहनो पारखी लगमे रहनिहार अपन -मनुखक- बच्चाकेँ नै परेख पबैत। केना परखत? मनुख तँ गाछ-विरीछ नै जे डारिक रंग-रूप आ पातक सिरखारसँ परेख लेत ,मुदा मनुख तँ जीवक श्रेणी -जिनगीक पाँति- मे रहितो आनसँ अधिक नमगर-चौड़गर ,फूल-फलसँ लदल दुनियाँबला छी। जे बाहर नै भीतर छिपा कऽ रखने रहैत अछि। रखने अछि कि राखल छैक ओ भिन्न बात।

जे शंभु अखन धरि मनुक्खक मेलाक बच्चाक जेरमे नुकाएल छल ओ नमैर धान-गहुमक गाछ जकाँ बेदरंग हुअए लगल। मुदा रंग-रूप अधिक गाढ़ नै भेने ने अपने देखए आ ने आनेक नजरिक सोझ पड़ए। भलहिं उम्मस भरल भादोमे पुरबा-पछियाक लपकी नै बूझि पड़ै मुदा ओहन लपकी तँ माघमे जरूर अपन

रूपक दर्शन करबिते अछि। तहिना शंभुओक भेल। एक आँखिसँ दोसर आँखि , एक कानसँ दोसर कान बीआ-बान हुअए लगल। मुदा बीआ तँ बीआ छी ,कोनो फले बीआ ,तँ कोनो ऑठिये। कोनो पाते बीआ तँ कोनो डारिये। तहिना जते मन तते खेत। जते खेत तते रंगक गाछ। जते गाछ तते रंगक फल-फूलक आश। मुदा मनुक्खक बीआ तँ सभसँ बेढंग -अजीब- अछि। जेहेन-जते खेत तेहेन तते रंगक बीआ खसि तते रंगक गाछ संगे जनमैत। गाछ देखि कियो बजैत ,''शंभुक सिनेह संगीतसँ तते भेल जाइए जे कहीं घर-परिवार छोड़ि ओकरे संगे ने चलि जाए।'' तँ कियो बजैत ,''भगवान अपने बेटा जकाँ लुइर-बुइध देने जाइ छथिन एक-ने-एक दिन लगमे बजाइए लेथिन।''

ज्ञान स्वरूप देवत्व प्राप्त करए लेल प्रेमास्पदक बाट धड़ए पड़ैत। जे बिनु बुझनहि शंभुमे आबए लगल। जहिना एक माटि एक पानि जगह पाबि अपन भिन्न-भिन्न रूप बना भिन्न-भिन्न गुण पसारैत तहिना तँ समाजो अछि। माटिक आड़ि बनि-बनि बाध बँटल अछि ,घेरा पाबि-पाबि पानि बँटल अछि तहिना ने समाजो अछि। समाजोक तँ भिन्न-भिन्न रूप आ भिन्न-भिन्न अर्थ अछि। कतौ गामक सीमान मानि समाज मानल जाइत अछि तँ कतौ जाति। कतौ कर्मक हिसाबसँ समाज बनैत अछि तँ कतौ बेवसायिक। कीर्तन मंडलीक समाज ओहन अछि जइमे घर-परिवार सम्हारि लोक -मंडलीक- भगवानोक दरबार पहुँचि अपन नीक-अधला -उचिति-विनती- बात सेहो कहैत अछि। तइले ने संगी-साथीक जरूरति आ ने साज-बाजक। थोपड़ी बजा वा चुटकी बजा वा बिनु बजेनौ मुँह खोलि वा बिनु मुँहो खोलने जतबे समए पबैत ओतबेमे राधा जकाँ कृष्णक संग रमि जाइत।

नवम् बरख खटिआइत-खटिआइत शंभु गामक कीर्तन मंडलीक सदस्य बनि गेल। तइले ने नाओं लिखबैक जरूरति भेलै आ ने कोनो रजिष्टरक। मनक डायरीमे विचारक कलम चललै। मुदा दुनूकेँ -शंभुओ आ मंडलियोक- आगू चलैक बाटो आ संगियो भेटलै। संगी पाबि जहिना शंभुकेँ ,घरक छप्परसँ खसैत धरिआएल पानि आगू बढ़ि धारमे पहुँचि जाइत तहिना भेल। मंडलियोक फुलवारीमे एकटा नव फूलक गाछ पोनगल। जहिना नमहर थैरमे नव गाए-महींसकेँ जातिक समाज भेटलासँ अपन खुशहाल जिनगीक खुशी होइत तहिना शंभुओक संबंध रंग-बिरंगक कला-प्रेमीसँ भेलै। जहिना टाला-कोदारि लऽ बोनिहार ,रिंच-हथौरी लऽ मिस्त्री अपन सेवा दइले जाइत तहिना खजुरीक संग शंभुओ मंडलीक बीच सेवा दिअए लगल। अठबारे मंगलकेँ महावीरजी स्थान आ अठबारे रवि कऽ महादेव स्थानमे साँझू पहरकेँ कीर्तन होइत। जइमे कीर्तन मंडलीक समाजक संग भक्त

प्रेमी सभ सेहो एकत्रित भऽ खाइ-पीबै राति धरि मगन भऽ भजनो-कीर्तन करैत आ सुनिनिहारो संगीक संग समुद्रमे दहलाइत-उधिआइत। मुदा बाल-बोध शंभु ने दिनक ठेकान बुझैत आ ने मासक। मंगल केना घूमि-घूमि अबै छै ने से बुझैत आ ने रवि। तँए अन्हारमे बौआइत। मुदा जहिना अगिला बाट भेटने शंकाक समाधान भऽ जाइत तहिना शंभुओ मंगल आ रविकेँ भजिअबए लगल। खोजनिहार जहिना घनगर वोन-झार सँ कोनो जड़ी वा जरूरतिक गाछ ताकि कऽ लऽ अबैत तहिना शंभुओ मंगल आ रविकेँ भजिऔलक। सातो दिन आ बारहो मासक गुण-अवगुण भजिआ मनमे रोपि लेलक। जइसँ तीसो दिन मासक बीचक तीर्थ आ सातो दिनक आठो पहरक बोध भऽ गेलै। राति-दिनक बीच घरक काज कखन कएल जाए आ बाहरक कखन ,ऐ लेल तँ पहरे पहरा करैत अछि। वसन्ती-वयार तँ गोटि-पङराक लेल नै सबहक लेल समान सोहनगर अछि भलहिं कियो कुम्भकर्णी नीनक मस्ती लिअए आकि ब्रह्मलोक पहुँचि कुम्हारक चाक चलबए। जा धरि चाक नै चलत ता धरि नव बर्तन केना गढ़ल हएत? ओहन खेत वा पोखरि जकाँ शंभुक मन दिन-राति छिछलए लगल जेहेन पोखरिक किनछरिमे ठाढ़ भऽ चौरगर खपटा वा झुटका पानिक ऊपर फेकलासँ ऊपरे-ऊपर छिछलैत दूर तक जाइत ,जहिना अनगर लबल धानक सीसपर होइत मन छिछलैत एक आड़िसँ दोसर धरि छिछलि-छिछलि देखि-देखि खुशी होइत ,तहिना। भोरमे नीन टुटिते शंभु ओछाइनेपर दिन भरिक जिनगीक बाट जोहए लगैत। साँझ परैत-परैत जहिना कृष्ण संगी-साथीक संग आबि माए जशोदाकेँ अपन लकुटि कमरिया सुमझा संध्या बंधन करए विदा होथि तहिना शंभुओ उगैत सूर्जक संग दुनियाँ देखैक उपक्रम सोचए लगैत। भगवानक नजरि तँ पहिने ओइ पुजेगरीपर ने पड़ैत जे नव-नव फूल-अछतसँ सजल सिक्कीक नव फुलडालीमे नव गाछक फूल लऽ रहैत। बॉकीकेँ तँ गिनती कऽ कऽ रखि लेल जाइत। गाछमे सबुरक फलक सिरखार ,कटहर जकाँ ,देखि पड़ैत। दिन भरि समए बँचल अछि जखने बाध-वोन दिस जाएब तँ कोनो-ने-कोनो भेटबे करत। जँ भेट गेल तँ बड़बढ़िया नै तँ उचिति-विनती कऽ आर्त्त भऽ थारीमे रूइक बत्ती नेसि कानि-कलपि कहबनि। अनकर जँ सुनैत हेथिन तँ हमरो सुनताह नै तँ केकरो नै सुनथिन। अपना-अपना करमे-भागे लोक जीब लेत।

चौदहो भुवन -चौदहो लोक- सदृश समाजमे चित्र-कुटक घाट जकाँ अनेको घाट। कम वा बेसी सबहक मनमे भगवानक प्रति आस्था भलहिं आत्मा ,जीव आ मायाक तात्विक रूप नै बुझैत हुअए। से सिर्फ पुरुखेटा मे नै महिलोमे। समर्पित भऽ निअम-निष्ठासँ आठ घंटासँ लऽ कऽ बहत्तरि घंटा तकक उपवास

हँसैत-मुस्कुराइत कऽ लैत। एहेन पत्निये कि जे अपन पतिकेँ देवालय जाइसँ रोकती। समाजक भीतर समबेत स्वरे अष्टयाम ,नवाह, नाचक संग आनो-आन सामाजिकता होइत जे मंचपर बैसि सामूहिक रूपे गबैत। तहिना माइयो-बहिनिक बीच छन्हि। मूड़न हुअए आकि उपनयन ,कुमार गीत हुअए वा बिआह ,छठि हुअए वा फगुआ ,सामूहिक रूपे सभ एकठाम भऽ गबैत छथि। नव-नव गायिकाक सिरजनो होइत आ अवसरो भेटैत। किएक तँ दादी बाबीक उदारतासँ कहैत छथिन जे आब बुढ़ भेलौं ,कफ घेरने रहैए तँए नवतुरियेकेँ गाबए दहक। सामाजिक वातावरणमे श्रद्धा ,प्रेमक संग भाइचाराक बेवहारिक पक्ष अखनो अछि। एकर अर्थ ईहो नै जे आपराधिक वृत्ति दबल अछि। अगुआएल छल ,बहुत अगुआएल अछि। आँखिक सोझमे बहिन-बेटीक संग दुरबेवहार बाड़ी-झाड़ीक वस्तु बलजोरी तोड़ि लेब ,खेतक फसल क्षति कऽ देब इत्यादि-इत्यादि। एक नै अनेक आपरधिक वृत्त अपन शक्तिसँ समाजकेँ दबने अछि। मुदा तँए कि जिनगीक आश नै छैक ,छैक धरमक संग प्रेमसँ छैक। जँ से नै छलैक तँ बाड़ी-झाड़ी वा खेत-पथारमे काज-करैत किसान केना गौऔं-घरूआ आ बाट चलैत बटोहीकेँ दूटा आम खाइले किअए कहैत छथि। एकटा सजमनि अगुआ कऽ दइ छथि जे धिया-पुताकेँ तरकारी बना देबै। कहाँ मनमे छन्हि जे दस रूपैया बूड़ि रहल अछि। रोपैइये काल दू-दूटा फलक गाछ लगबै छथि जे एकटा परिवार लेल , दोसर समाज लेल। जँ परिवार-परिवारमे एहेन वृत्ति अपनौल गेल रहैत तँ कि सामाजिक संबंधमे औझुके टुटान अबैत।

रवि-मंगलकेँ देवस्थानमे कीर्तन अनिवार्य रूपे चलिते छल ,जहिना विद्यालयक कार्य-दिवस। अनदिना सेहो दरबज्जे-दरबज्जे होइते रहैत छल। जेना सबहक जिनगी बन्हाएल चलैत होइ। भरि दिन खेत-पथारसँ माल-जालक पाछू लागल रहैत छलाह आ साँझ पड़िते कीर्तन-मंडलीक बीच पहुँचि जाइत छलाह जे खेबा-पीबा राति धरि चलैत छल। खेला-पीला बाद सुतै छलाह। कहाँ कखनो समाजक प्रतिकूल बात सोचैक समए भेटैत छलनि। जे लोकनि मंडलीकेँ हकार दऽ अपना ऐठाम कीर्तन कराबथि ओ अपन विभवक अनुकूल भोजनो आ साजो-समानक ओरियान कऽ दैत छलाह।

पहिल दिन शंभुओकेँ सवा हाथ वस्त्र आ सवा-आना पाइ भेटल। खा कऽ जखन शंभु विदा हुअए लगल तँ गरे ने अँटै। दू हाथमे तीन समान -पाइ , वस्त्र ,खजुरी- अन्हार रातिमे केना लऽ कऽ जाएब। पाइकेँ जँ वस्त्रमे बान्हि एक हाथमे लऽ लेब आ दोसर हाथमे खजुरी लऽ लेब ,से भऽ सकैए। मुदा दुनू हाथ अजबाड़ि रातिमे चलब केना? ढिमका-ढिमकीक रस्तामे कतए ठेंस लागत कतए

नै। जँ घरबारियेकेँ संग चलैले कहबनि सेहो उचित नै। हमरा सन-सन कते गोरे छथि। किनका-किनका संग पुरथिन। जँ कन्हापर आकि डाँड़मे वस्त्र लगा लेब तँ पहिरौठ भऽ जाएत। केना बाबूकेँ पहिरोठ वस्त्र देबनि। गुन-धुनमे पड़ल शंभु एक गोटेकेँ अपना घर दिस जाइत देखि पिताकेँ समाद पठौलनि -

''बाबूकेँ कहि देबनि जे डलना तेहेन चोटगर बनल छलै जे इच्छासँ बेसिये खुआ गेल। तइपर तीन-तीनटा वस्तु लऽ कऽ अन्हारमे केना आएल हएत तँए आबि कऽ लऽ जाथि।''

एगारहम बर्ख पुरैत-पुरैत शंभुक गिनती गामक भजनियाक संग भगवानक भक्तोमे हुअए लगल। तहूमे ओहन भक्त जे बिनु बिआहल हुअए। ब्रह्मचारी। ओना शंभुक स्वभावमे सेहो सामान्य बच्चाक अपेक्षा विशेष गुण छलैक जे सभ देखैत छलाह। जहिना कियो पनरह बर्खक उमेर बितेलाक बादो पाँचो बर्खसँ कम उमेरक बच्चासँ पछुआएल -लुरि-बुधिमे- रहैत आ कोनो-कोनो बच्चा दसे बर्खमे सियान जकाँ भऽ जाइत। मुदा समाज तँ अथाह समुद्र छी। जेहेन पारखी तेहेन परख। डोका-काँकोड़सँ लऽ कऽ हीरा-मोती धरि समेटिनिहार समुद्र सदृश समाज। एहनो पारखी जे एक तरहक जानवर -गाए-महीस इत्यादि- पोसि दोसरो-दोसरो तरहक जानवरक जिनगीकेँ दूर धरि देखैत आ एहनो जे सभ दिन सोझामे रहितो किछु ने -जिबैक रास्ता- देखैत। तहिना पारखी शंभुओकेँ परखलनि। कीर्तन मंडलीक ऊपर श्रेणीक कीर्तनियामे शंभुक गिनती हुअए लगल। गुरु तँ सदति शिष्य तकैत। शिष्य-गुरुकेँ एकठाम भेनहि ने जिनगी आगू ससरैत अछि। जाधरि से नै होइत ताधरि मिश्री कुसियारक पानिमे डुमल रहैत आ शिष्य सरपतक श्रेणीक गाछ बूझल जाइत। शंभुकेँ एक संग दू गुरु भेटल। एक अगुआ -वजन्त्रीसँ गौनिहार- मुरते आ दोसर साज-बाज। जहिना रंग-बिरंगक कोठीमे रंग-बिरंगक अन्न-पानि देखि गृहस्वामिनीक मन सदति हरिआएल रहैत तहिना शंभुओ हरिआएल।

अखन धरि शंभुक गिनती परिवारमे -माए-बापक बीच- ओहन बच्चा सदृश छल जेहेनकेँ काजक भार तँ नै मुदा जिनगीकेँ जिया राखब माए-बापक कर्तव्य-कर्मक श्रेणीमे रहैत। जइसँ बिनु पगहाक पशु जकाँ शंभुओ। तहूमे आब शंभु छँटगर भऽ गेल। जखने भूख लगतै तखने दौगल आओत नै तँ भरि दिन भुखलो रहि सकैए। तँए कि शंभुक खाइ-पीबैक आ रहैक ठौरो बिला गेल। नै ओ सभ रहबे कएल। हँ एते जरूर भेल जे कखैन आबए आकि जाए से पुछिनिहार नै रहल। सुखनिये संतोखी दासकेँ कहि देने रहनि जे बाल-बोधकेँ पाछूसँ नै आगूसँ टोकल जाइत अछि। जहिना राहड़िक गाछक बुट्टीकेँ चारू

भागसँ सिर पकड़ने रहैत तहिना तँ मनुक्खोक अछि। मुदा जीवनी तँ गर लगा कोदारिक छह मारैत जे अपन पएरो बँचै आ बुटो उखड़ै। तँए उत्तम कोटिक काज वएह ने जे साँपो मरए लाठियो ने टुटए।

घरक कोनो काजक भार शंभुकेँ नै रहैक कारण छल जे माए-बापक हृदए घेराएल जे माए-बाप अछैत जँ बेटा-बेटीकेँ कोनो भार पड़त तँ खिच्चा गाछ जकाँ वा केराक गाछ जकाँ पिचा कऽ थकुचा भऽ जाएत। जइसँ शरीर खिलैच जेतै। जखने शरीर लिखचतै तखने जिनगी खिलैच जेतै। जइसँ रोगाएल गाछ जकाँ सभ दिन खिद-खिद करैत रहत। जँ एहेन जिनगी बेटा-बेटीक भेल तँ ओ परिवार कते दिन आगू मुँहे ससरत। तँए जाधरि बाल-बच्चाकेँ निरोग बना नै राखब ताधरि वंशकेँ आगू मुँहे ससारब कोरी-कल्पना हएत। जइसँ ने माए-बाप -सुखनी-संतोखी दास -शंभुकेँ कोनो काज अढ़बैत आ ने शंभु किछु करैत। सभ किछु अपन रहितो शंभु अपन किछु नै बुझैत। तँए धनि-सन। परिवारक काजक तहमे पहुँचलापर ने कियो बुझैत जे ऐ काजकेँ नै भेने परिवारमे कि नोकसान हएत। ई जिनगीये तँ बरखा-पानिक बुल-बुला जकाँ अछि। लगले बनत ,चमकत आ फुटि जाएत। एहेन जँ क्षणभंगुरोसँ क्षणभंगुर जिनगी अछि ,जेकर कोनो बिसवास नै अछि तेकरा पाछू पड़नाइये नादानी हएत। भने ने जनकजी ऐ बातकेँ बूझि भोगो-विलासकेँ अधला नै बुझैत छलाह। भलहिं शंभुक मनमे जे होय मुदा माए-बापक मनमे जरूर रहनि जे जाबे थेहगर छी ताबे जँ काजसँ देह चोराएब तँ परिवारक प्रति अन्याय करब हएत। बुढ़ाड़ीमे झुनाएल धान जकाँ सीसक टुर तुइ-तुइ जहिना खसैए तहिना ने शरीरक अंगो -आँखि ,कान इत्यादि- खसबे करत। जखन देह भंग हुअए लगत तखन तँ बेटे-बेटी ने श्रवण कुमार जकाँ भारपर टाँगि तीर्थ-स्थान घुमाओत। एहेन काज तँ ओकरा ऊपर लधले छै तखन मुर्दा जकाँ नअ मन बोझ लधनाइ उचित नै। कि करत वएह बेचारा ,एक दिस माए-बापक बोझ पड़तै अपनो जिनगी रहतै तइपर सँ बाल-बच्चाक कोनो ठेकान छै जे भगवान कते देथिन कते नै। हुनका थोड़े बूझल छन्हि जे अन्न-पानि कते महग भऽ गेल अछि। जतए मडूआ बराबरि कऽ माछ बिकैत छल ओतए मरूआ धिना कऽ देश छोड़ि देलक मुदा माँछ सिमटीक चिनमारपर गिरथानि बनि अजबारि कऽ बैसल अछि।

ढेरबा बच्चा रहितो शंभु समैसँ दोस्ती केलक। दोस्ती निमाहैले मंडलीक संग पूरि जखन सभ सुतए ओछाइनपर जाइत तखन शंभु साइकिल सिखैत बच्चा जकाँ पहिने हारमोनियम ,ढोलक इत्यादिकेँ निहारि-निहारि देखए। जहिना युवक-युवती पहिल नजरिमे पहिल रूप देखैत तहिना शंभुओ देखलक। देखलक

जे एक नै अनेको जुगल जोड़ीक संयोगसँ समाज ठाढ़ अछि। जइमे अपन-अपन गुणकेँ मिज्झर भऽ कऽ मिलि-जुलि चलि उकरूसँ उकरू बाट टपि श्रृंगी ऋृषिक फुलवारी देखैत। एक पेरिया झालि केना टुक-टुक जोड़क बनल हारमोनियम संग ठिठिया-ठिठिया चलैत अछि। शंभुक सिनेह समूहसँ भेल।

पाँचिम दशकसँ पूर्व ,अष्टयाम कीर्तनक मूलमंत्र ''सीताराम ,सीताराम'' छल। कारणो स्पष्ट अछि। जगत जननी जानकीक मिथिला ,जिनक संकल्प पूर केनिहार राम। सीताराम मंत्रमे शंभुकेँ ऋृतानुसार सभसँ भेटए लगल। जहिना जखन जेहेन मन तखन तेहेन विचार ,तहिना। भोरमे प्रभाती बेर 'सीताराम'मे शंभुकेँ वसन्ती वा ब्रह्मणी रस भेटैत जखन कि दिन-रातिक गतिये रसोक रस बदलए लगैत। मुदा मंत्रमे कोनो बदलाव नै होइ। बाल-बोध रहितो शंभु जीवनी जकाँ सिर सजमनिक भाँज बुझैत। हनुमानजी जकाँ नै। जे छोटो काज लेल नमहर अस्त्रक प्रयोग करब। आ ने अनाड़ी-धुनाड़ी जकाँ पराती बेर साँझ आ साँझक बेर पराती गबैत। जँ गेबो करैत तँ जहिना हलुआइ चीनीक चासनीमे रंग-बिरंगक वस्तु बना ओइमे बोड़ि मधुर बनबैत। एहने सन शंभुओक मनमे उपजै। ओना जते रंगक मंत्रक जरूरति होइत तते एबो ने करै। नै अबै तहूमे ओकर दोख नै। दोखो किअए हेतै एक तँ बेचारा पशु जकाँ असगरे खूँटा धेने , तइपर बाल-बोध। मुदा तैयो बकरी बच्चा जकाँ नै जे दूध पिबिते छड़पए-कुदए लगैत।

हड़लै ने फुड़लै शंभु घरसँ पड़ा गेल। दुनू बेकती संतोखी दास खेतमे काज करए गेल रहथि। तँए भरि दिन कोनो भाँजे नै लगलनि। कारणो रहए। दुपहर तक तँ आनो दिन हटले-हटले रहैत छलाह। साँझमे खोज करैत छेलखिन। दिन तँ घुमै-फिरैक होइ छै मुदा राति तँ ठौर पकड़ैक होइ छै ,तँए। घरसँ निकलिते शंभु घरक सभ किछु बिसरि गेल। खजुरियो बिसरि गेल। बिसरि नै गेल मनसँ हटि गेलै। नवका चानक -तीर्थानुसार- नव ज्योति भेटलै। जहिना ताड़ी देनिहार खजुर ,लपकि कऽ ताड़ पकड़ि लैत तहिना शंभुक खजुरी , तबला पकड़ि लेलक। तबला पकड़ितहि खजुरियेक हाथसँ बजबए लगल। बजबैत कते दूर गेल तेकर बोध नै रहलै। दुनियाँक बीच हरा गेल। जिमहर देखैत दिन छोड़ि किछु ने देखैत। बाध-वोन ,गाछ-बिरीछ ,पोखरि-झाँखड़ि , हल्लुक-सुखाएल धार-धूर तँ सभ गाममे रहिते छै। आड़ि-धूर बनौनिहार आकि नक्शा-खतिआन देखनिहार ने खेत-पथार ,गाम-घरक बात बुझैत ,जे नै बुझैत ओ दिन-राति छोड़ि आरो कि बूझत ,तहिना शंभुओ। बीच बाटपर शंभुक मनकेँ हुदकबए लगलै। गामक कीर्तन मंडलीक अगुआकेँ मुँहक बात मन पड़ल जे

पचगछियामे बड़का-बड़का बजो छै आ बजोनिहारो। खाइयो पीबैले देल जाइ छै आ रहैयोक बेवस्था छै। जहिना कोनो बीज भूमि छेदि अँकुरि ऊपर आबि अपनाकेँ वृक्षक पूर्व रूप बूझि इतराइत तहिना ने बच्चोक बुइधिक अंकुर जगैत, तहिना शंभुओकेँ भेल। उत्साहित भऽ घरसँ निकलि विदा भऽ गेल मुदा खास जगहपर पहुँचए लेल जानकारीक जरूरति होइत। ओना जँ खास जगह नै ,आम जगह देखए चाहब तँ कोनो परिचयक जरूरति नै होइत। जएह देखब ,जतबे देखब ,जतए देखब सहए दुनियाँ। जेहेन आँखिक ज्योति तेहने रंगक दुनियाँ। मुदा पंचगछिया जाइले तँ जानकारी बनाएब जरूरी अछि। मनमे उठलै पूछि-पाछि लोक कतएसँ कतए चलि जाइए। तखन किअए ने जा सकै छी। जहिना आन बाट-घाट टपि लोक अपन स्थानपर पहुँचैए तहिना किअए ने पहुँचब। पेटक भूखक संग मनोक भूख कमलै। भूख कमिते संकल्प शक्तिक उदय भेलै।

पचगछियाक रायबहादुर लक्ष्मीनारायणजी जेहेन संगीत कलाक मर्मज्ञ तेहने साधको। संगीत कलाक सिनेही रहने ‘संगीत कला केन्द्र ’स्थापित केने छथि। जइसँ मिथिलांचलक अनेको गायक ,वादक अन्तर्राष्ट्रीय ख्याति पौने छथि।

एगारह-बारह बर्खक शंभुकेँ केन्द्र लग पहुँचलोपर भीतर जाइक हिऔए ने डटै। कातमे ओइ भूखल-पियासल मरूभूमिक चिड़ै जकाँ दूर-दूर धरि अन्न-पानिक छूति नै देखैत। समुद्रक ओइ सीप सदृश शंभु मुँह बाबि ठाढ़ भेल जे स्वाती नक्षत्रक बुन्नक आसमे रहैत। तखने मांगन मण्डल निकललाह। अन्तर्राष्ट्रीय स्तरक संगीत ममज्ञ। शंभुपर नजरि पड़िते आँखि आकर्षित केलकनि। मुदा चेहरा अपन भूख देखौलकनि। बिना किछु पुछने-आछने शंभुक वामा बाँहि पकड़ि केन्द्रक भीतर आनि खुओलनि। खेनाइ खेलापर शंभुक मन असथिर भेलै।

मांगन पुछलखिन -

“वाउ ,की नाओं छी?”

“शंभु।”

“परिवारमे के सभ छथि?”

“बाबू ,माए।”

“भाइयो-बहिन छथि?”

“हँ।”

“आइ रहि जाउ काल्हि निचेनसँ गप करब।”

“बड़बढ़िया।”

दिन बीतल साँझ आएल। बाहर दिससँ अन्हार आबए लगल। जेना-जेना

अबैत तेना-तेना करिआएल जाइत। करिआइत-करिआइत ओते करिया गेल जे अपन आँखि हाथो ने देखैत। जे जतए से ततए गबदी मारैक ओरियानमे लगि गेल। मात्र दूटा पिपनी लगल कपाट कखनो खुजै कखनो बन्न भऽ जाए। डर सन्हिआए लगलै। जेना-जेना डर अपन पैठ बनबैत जाए तेना-तेना शंभुकेँ डरौन लागए लगलै। कानए लगल। कनिते मनमे उठलै माए-बाप ,संगी-साथी , गाम-घर। केना नइ मन पड़ैत? माटिक बनल रस्तो अन्हारमे बजैत -भाय ऐठाम कटारि अछि ,आगू हुच्ची। भलहिं रस्ता हिसाबसँ ओकाइत कम अछि मुदा खुरलुच्ची सबहक खुनल छी तँए रस्ता बगलि कऽ टपब। पुन :उठलै माइक कएल भानस। खेबा-पीबा राति भऽ गेल। भानस कऽ कऽ माए तकैले बौआइत हएत। मने-मन कहैत हएत साँझ भऽ गेल अखनो धरि किअए ने आएल। चारि बेर सोर पाड़ि बाबूओ अकछि कऽ अपनो खेनाइ छोड़ि ओछाइनपर ओंघरा गेल हेताह।

मन कतौ तन कतौ शंभुक जहलक कैदी जकाँ। हिचुकी बढ़ितो गेलै आ जोरो केलक। आगूमे ठाढ़ भेल मांगन असमंजसमे पड़ल। केना नै पड़ितथि? जिनगीक पहिल दिन पहिल दृश्य। तँए नाटकक बिनु देखल दृश्यक सदृश। सोलहन्नी नव !जहिना परीक्षा फीस नै रहने विद्यार्थीकेँ फार्म भरैक अंतिम चारि बजे ,नमहर बेमारी एने परिवारक ,जेठुआ दुपहरियामे पीआकक मन बौरा जाइत तहिना मांगनकेँ सेहो भेलनि। एक दिस हुअएबला जिनगीक प्रश्न अछि तँ दोसर दिस असकरे ओइ जगहपर पहुँचि गेल अछि जतए सभ अपरिचिते छैक। मन नाचि भगवान रामपर गेलनि। अयोध्याक राजक बदला वन भेटलनि। मुदा अयोध्यासँ निकलि गंगा पार होइते कोनो-ने-कोनो ॠषि-मुनिक आश्रम भेटिते गेलनि ,तखन वन की भेलनि? मुदा लगले मन उनटि गामक बुढ़ माएपर गेलनि। बेचारीकेँ जही दिन नातिनक जन्म भेल बेटी मरि गेलनि। नानीसँ माए बनि बेचारी मरनी बेटी दुलारूक नाओं नातिनक रखलनि। उत्साह जगलनि। मन बाजि उठलनि -ऐ बच्चाकेँ नै बौआए देबै। भलहिं राति किअए ने जागि कऽ बितबए पड़ए। मुदा शंको तँ जीविते अछि। लगले मनमे उठलनि जे हो-न-हो अनचोकेमे नीन चलि आबए आ तहीकाल पड़ा जाए। झाड़ी वोन जकाँ मांगनकेँ रस्ता भेटबे ने करन्हि। जँ भेटबो करन्हि तँ कोशिकन्हाक खट्टा-पटेरक रस्ता। लगले ओरा जाएत। ओरेबो केना नै करितनि? भूख-पिआस ,नीन केकरो पूछि कऽ अबैए। भलहिं ओकरा सुति कऽ आकि खा-पी कऽ भगाओल जा सकैए। आगूक बाट भेटिते मांगन कोठरीक केबाड़मे लागल तालाक कुन्जी सिरमामे रखि लेलनि। मुदा तैयो शंका दबिते रहनि जे जखन नीनभेर भऽ सूतब आ शंभु पड़ाए

चाहत तँ कि सिरमाक चाभी नै निकालि सकैए।

धीरे-धीरे शंभुक कनैक अवाजमे मिठापन आबए लगल। भरिसक नीनक आगमन भऽ रहल छैक। मिठासे कानब ने सुखोक एकटा कारण छिऐ। मुदा तैयो मांगनक मन उचटिते जाइत। घर-बाहरक वा तीर्थ यात्रा आ तीर्थस्थानक सीमापर जहिना संकल्पक उदय होइत तहिना मांगनकेँ सेहो भेलनि। तकैत आँखिये काल्हुक सूर्ज देखब। मुदा असगर तँ रातियो काटब असान नहिये। समुद्रक अगम पानिमे डुमए लगलाह। मुदा लगले नाचक ओइ हरही बुढ़ियापर नजरि पड़लनि। नजरि पड़िते उठलनि ओहो बुढ़िया गामक युग पाखरिये छी। आन-आनकेँ देखै छी जे लोकक लाटमे राति बितबए चाहैए आ ओकरा कियो लाटमे रहए नै दिअए चाहैए। मुदा बुढ़िया तँ बुढ़िये छी ,कियो ओकर बात सुनै वा नै सुनै भरि राति बड़बड़ाइते रहैत अछि। भलहिं साँझकेँ भोर कहै आकि भोरकेँ साँझ। जखैन जे मन फुड़ैत तखैन से पहरिया नोकर जकाँ भरि राति ठाढ़ करैत। अस-विस करैत बरिआतीकेँ जहिना खिस्सकर रंग-रंगक चसगर चासनीमे डुमबैत तहिना मांगनिक मन बड़बड़ाए लगलनि। बिसरए लगला शंभुकेँ आ अपन कर्तव्य-कर्ममे डुमए लगलाह। हाथ-पएर मारि अन्हारे-अन्हार नीन आबि शंभुकेँ गोँति देलक। जहिना अथाह पानिक तरमे मुँहक बोल पानियेमे बिलीन भऽ जाइत तहिना शंभुक कानब भेल। नाकक साँसक अवाजसँ मांगनकेँ बिसवास भऽ गेलनि जे शंभुकेँ नीन आबि गेल। असथिर भेलाह। मुदा फेर लगले उठलनि जे चहाएल मन कखनो चहा कऽ उठि सकैए। जँ कहीं शंभुक नीन देखि अपनो नीन पड़ि गेलौं तखन तँ सभ चौपट भऽ जाएत। ओना दुनियाँ देखैबलाक छी। देखैबला दुनियाँक बीच हराएत किअए। जखन सभ मिला दुनियाँ अछि तखन हराइक प्रश्न कतए अछि? मुदा लोककेँ दिसांशो तँ लगै छै। दिसांशे लगलापर ने कियो पूबकेँ पछिम आ उत्तरकेँ दछिन बुझै छै मुदा अकासकेँ पताल आ पतालकेँ अकास कहाँ बुझै छै? लगले ओइ सीमापर पहुँचि गेल। जतए बाल-बोधक रच्छा होएत। बाल-बोधक रच्छा तखने भऽ सकैए जखन ओकरापर नजरि राखल जाए। तइ बीच मनमे उठलनि अपन आ अपन संगीक संग संस्थाक महत। मन बुदबुदाए लगलनि।

मनुखक जीवन तँ तखने ने जीवन जखन जीवनक वोन लगा दिअए। ओना एक बारगी एहेन शक्तिक उदय संभव नै ,मुदा डारि पात ,सिर ,फड़ ,फूल इत्यादिक एक-एक अंगक तात्विक बोध होय। कतेको व्यक्ति ऐठाम -संगीत केन्द्र -सँ गायक ,वादक बनि-बनि अपन शक्तिक प्रदर्शन करैत आबि रहल छथि। ओइ आम-जामुनकेँ किअए ने सबुर हेतै जे अपन बाल-बच्चाक -गाछी -

संग शरीर त्यागत। जहिना आइ धरि ,घर-परिवार बसबै पाछू लगल रहलौं तहिना जाबे घटमे घटवार अछि, नाउ खेबैत रहब। भिनसरमे जखन शंभुक संग गाम पहुँचाबए जाएब तखन सोझे घुरि कऽ चलि नै आएब। बहुत दिन भेँट भेना सरिया दासीनसँ भऽ गेल। स्वर्गक गायिका मुदा से नै पाहि लगा एकठामसँ शुरू करब आ सबहक भेँट करबनि। हँ ,जरूर करबनि। मुदा गुरुओजी मानथि तखन ने। जहाँ एकसँ दोसर दिन हएत कि हकबाहि करए लगताह। समाद-पर-समाद पठबए लगताह। ओहो तँ जरूरिये अछि। नै रहने अपन सुन्दर फुलवाड़ीक ताम-कोर के करत? खएर जे होइ, बाल गोविन्द जीक ऐठाम जरूर जाएब। बड़ागामक लहलहाइत बगीचाक ओगरवाही तँ वएह ने कए रहला अछि। ओना अपने सीख-लिखक समांग महेन्द्र सेहो छथि। महेन्द्र बालानन्द ,शंकर ,संजीव , रामनारायण ,विनय ,बेचन ऐठामसँ राम प्रसाद महतो ऐठाम होइते आगू बढ़ब। नै जाएब सेहो उचित नहिये हएत। मनुख तँ कौछु नै छी जे अंडा दैत पड़ाएल जाएब। मुदा काँकोड़ो तँ नहिये छी जे जेकरा पेटमे रखलौं ओ पेटे खोखरि खा लिअए। शीतनारायण सुरेन्द्र आ अजयसँ सेहो भेँट कैये लेब। ओना भेँट हएत कि नै सेहो ठेकान नहिये अछि ,किअए तँ उ़ड़ंतबाज सभ ने बनि गेला अछि। हदसँ अधिक पीतमरू राम प्रसाद। प्रेमकेँ जहिना प्रेमास्पदक बाट भेटिते विश्वास भऽ जाइत जे प्रेमी संगे-संग चलि रहल छथि तहिना राम प्रसादो ने। मुदा बेसी लटारम्हमे कतौ नै पड़ब। लटारम्हममे पड़ब तखने ने बेसी दिन लगत। जँ से नै करब तँ किअए बेसी समए लगत। हँ तखन एकटा करब जे जखन कियो भेँट हेता ते हुनको गुरुजीसँ मोबाइलपर भेँट करा देबनि। जखने भेँट हेतनि तखने ने बुझथिन जे परिवार आ संयास कि छिऐ। जखन ओमहर जाएब तखन हिताइ दास ,बेचन मण्डल, राम गुलाम दास ,रामायणी देवी ,छठू दास ,दरवारी दास ,बतहू मण्डल ,लखन दास ,राधेश्यामजी ,रामजी दास ,बौआ झा ,राम भजनसँ भेँट नै करियनि तँ जिनगी भरि उपरागक मोटरी कपारपर चढ़ल रहत। जँ कहियो भेँट हेता तखनो आ समदियो दिया समाद पठा कहता जे एमहर एलौं हमरा छोड़ि देलौं। मनमे उठलनि माटिये पानिक संयोगसँ ने जीवधारीक सिरजन होइए। गंगा-ब्रह्मपुरक बीचक धरती मिथिला। एकलब्य सदृश एक-सँ-एक योद्धा कर्मरत् छथि। एक लपकन अमतो चलिए जाएब। राधाकृष्ण आ कारतारामक लगाओल फुलवाड़ी। ध्रुपदक विशेष चमत्कारी शैलीक फुलवाड़ी। पद्मश्री राम चतुरजी ,विदुर ,अभय ,रामकुमार ,रमेश आ पाठक जीक भेँट सेहो कैये लेबनि। मन बिलमलनि। रातिक बारह बजि गेल। कोठरीसँ निकलि अकास दिस देखलनि तँ बूझि पड़लनि जे अन्हार ओससँ सिक्त भऽ शीतल बना रहल

अछि। साँझसँ दवाएल इजोत अन्हारक सोझ आबि ठाढ़ भऽ गेल अछि। अधे राति तँ आब जगैक अछि। एक दिन बीतने तँ माघ सन जाड़कँ पिहकारी दऽ भगाओल जा सकैए तँ आधा रातिकँ एकटा धुनो ठेल सकैए। पुन :कोठरी आबि शंभुकँ देखि ओछाइनपर ओंङठि गेला।

ओङठिते मन पड़लनि पानिचोभ। जखन अमता जेबे करब तखन एक लपकन पनिचोभो चलिये जाएब। ओना जखने पनिचोभ जाएब तँ ओ दिन गुनैत-गुनैत सात दिनसँ पहिने नहिये छोड़ताह मुदा ओत्ते नै अँटकब। एम्हर अँटकब तँ अपन बोहियो जाएब। अबध जीक लगाओल गाछी कोन तरहेँ रामचन्द्र ,दिनेश्वर ,राजकुमार मंगनू ,फुलानन्द ,भूपेन्द्र ओगरबाहि कऽ रहल छथि सेहो बिना गेने केना देखब। ओम्हरसँ बनारसक गुरु-शिष्य परम्पराक जीवित रखनिहार खरबान जीक ऐठाम सेहो जेबे करब। मनसा मिश्र आ डीही मिश्रक लगाओल कृष्ण लीला आ रामकथाक वृक्ष कोन तरहेँ सीतू ,हीरा ,भगत ,रामजी , परमेश्वरी ,अनन्त, दम्मन ,सत्यनारायण आ रामवृक्ष सिंह पालि-पोसि रहला अछि सेहो देखि लेब। ओना बीच बाटपर दरवारी दास सेहो पड़ताह मुदा ओ घुमन्तू लोक ,भेँट हेता कि नै खएर गाम तँ कम-सँ-कम देखि लेब। आगू कहियो दोखी तँ नै हएब।

भोर होइते चारू दिसक गाछी-कलम बँसवारिसँ चिड़ै सबहक अवाज उठए लगल। कियो अपन संगीकँ कहैत जे भोरूका नीन बेसी सोहनगर होइ छै तँए एक नीन ओरो लगा लिअ। तँ कियो कहैत सूर्ज उगलापर तँ दुनियाँक एक-कोनसँ दोसर कोन धरि उड़ैक समए रहैए तँए ओइसँ पहिने जते उड़ि लेब ओते अगुआएल रहब। चिड़ैक अवाज सुनि मांगनक मनमे सबुर भेलनि जे भरिसक भोर होइपर अछि। राति बीत गेल एकोबेर नीन कहाँ आएल। आब जँ शंभु उठबो करत तँ रतुका डर थोड़े खेहारतै। मुदा प्रश्न उठलनि -भरि राति जगैक प्रयोजन की?

जहिना गाछपर रहैबला चिड़ै-चुनमुनी हुअए आकि पोखरिमे रहैबला ,माटिमे रहैबला जीव-जन्तु हुअए आकि पाथरमे बास करैबला हुअए ,सबहक माए-बाप ताधरि ओगरबाहि करैत जाधरि ओ स्वतंत्र भऽ जिनगी नै प्राप्त कऽ लैत।

शंभुकँ गाम पहुँचा मांगन आगू बढ़ि गेलाह।

राति भरिक संतोखी दास आ सुखनीक चिन्ता शंभुपर नजरि पड़िते उड़ि गेल। पुछैक प्रयोजने ने बूझि पड़लनि जे पुछिऐ राति कतए रहए। ओना दुनू परानीकँ पहिनेसँ बूझल जे कीर्तन मंडलीक संग रहैए ,भगवानक भजन कीर्तन करैए। मुदा तैयो शंभुपर नजरि पड़िते मन खुशी भेलनि। मनमे उठलनि जे

माल-जाल जकाँ थोड़े बान्हल जा सकैए। जेना-जेना सड़कैत जाएत तेना-तेना अपने ने जिनगीक बान्ह लगैत जेतै। आह्लादित भऽ संतोखी दास पुछलखिन -

"बौआ ,काल्हियेसँ नै देखने छलियह। कतौ अनतए गेल छेलह?"

पिताक सिनेह शंभुक सिनेहकेँ सेहो जगा देलक। बाजल -

"बाबू ,काल्हि भोरेसँ मन औनाए लगल। कतबो असथिर हुअ चाही से हेबे ने करी। घूमि-फिर पचगछिये मन पड़ि जाए।"

संतोखी दास -"पचगछिया केना बुझलहक?"

शंभु -"कीर्तन मण्डलीमे बेसी काल चरचा होइ छै। जेना सभ किछु बिसरि गेलौं। हरल-ने-फुड़ल विदा भऽ गेलौं। ओतए चलि गेल छलौं। बड़का-बड़का गवैया ,वजन्त्री सभ ओइठीन छै।"

संतोखी दास -"अइले एते दूर जाइक कोन खगता अछि। सुनै छी अपने गाममे महीना दिन रमलीला चलत। कते देखबहक?"

शंभु -"कते दिनमे आओत?"

संतोखी दास -"अगिला मास आओत। अखन आसिन-कातिक छिऐ ने राजो-महराजक बखारी खलिया जाइ छै। तइपर दुनू मास तेहेन अछि जे सभ दिन पावनिये-पावनि अछि। अगिला मास धानोक लड़ती-चड़ती शुरू भऽ जाएत आ पानियो-बुन्नी ठमकि जाएत।"

शंभु -"सिनेमा जकाँ एक्के सभ दिन हएत?"

संतोखी दास -"नइ ,जहिना बच्चाक जन्म होइ छै ,आ लागल-लागल ठेहुनिया दइ छै ,खसैत-पड़ैत उठैए। उठि कऽ चलैए। पढ़ै-लिखैए बिआह-दुरागमन होइ छै ,घर-परिवार होइ छै। ताबे माइयो-बाप बुढ़ भऽ जाइ छै। ओकरो सेवा-बरदास करैए। तहिना रमलीलोमे होइ छै। सभ दिन सभ रंगक होइ छै। जइसँ बेसी खरचो होइ छै आ समैओ लगै छै। तँए भरि मन देखबो करैए। जइ काजमे जते समए मेहनत आ खर्च लगत ओ काज ओते नम्हरो आ नीको होइ छै।"

शंभु -"अपना गाममे कहियो भेलो छै?"

संतोखी दास -"नइ। रमलीला कोनो अद्दी-गुद्दी छी जे सभ गौआँ कऽ लेत। दुर्गापूजा जकाँ छी। जहिना पावनि-तिहार ,पूजा-पाठ तँ घरे-घर होइए मुदा दुर्गापूजा करैमे गौआँकेँ डोराडोरि सक्कत कऽ कऽ बान्हए पड़ै छै।"

छठिक परातेसँ झट्टा-पिट्टा शुरू भेल। बाधक रंग बदलए लगल। एक तँ रंग-रंगक धानक चास ,तइपरसँ धानक बदलैत रंग। बेरूपहर जँ किसान भरल चास देखैत ओ भिनसर सेहो देखैक उदेससँ खुशी होइत घरपर अबैत आ जे

भिनसरू पहर ओसमे नहाएल देखैत ओ बेरू पहर फेर देखैक आससँ अबैत। जहिना भरल-पूरल परिवारमे देहक सभ अंग भरल-पूरल चलैत तहिना सुभ्यस्त समए भेने शुरूहेसँ धानोक भेल। जहिना खेतमे काज करैकाल किसान हरा जाइत तहिना अगहनमे बोनिहार। के ने दुइयो-चारि कट्ठा खेती केने रहैए।

कातिकक पूर्णिमाक प्रातसँ रामलीला शुरू हएत। तँए अबैसँ आठ-नअ दिन पहिने रहुआक कमल नारायण ,गरीब झा ,जलेसर आ दयाकान्त बेर टगैत -करीब तीन बजे- गाम पहुँचलाह। ओना गामक लोक पनरह-बीस दिन पहिनेसँ बुझैत जे रामलीला हएत। मुदा बिआह-दुरागमनक लगने जकाँ लोकक मनमे। असल लग्न तँ तखन ने शुरू होएत जखन बर-कन्याक देखा-सुनी हुअए लगैत। गाम पहुँचते जेना हवाक संगे अबैक समाचारो पसरल। सीमाकातक आमक गाछक निच्चाँमे ठाढ़े-ठाढे चारू गोटे विचार करए लगलाह जे गौआँ सभसँ गप-सप्प केना हएत? बिना गप-सप्प भेने आगू काज नै ससरत। मुदा गौआँसँ मुखातीब केना हएत? ईहो तँ नान्हिटा काज नै अखनो समाजमे ओहन लोकक कमी नै जे बिना आग्रह केने बरो-बेमारी आकि मुरदो डाहए नै जेता। तइठाम अनगौआँक संग कि करताह ई तँ कठिन प्रश्न अछि। मुदा एकटा तँ अखनो अछि जे नव लोक वा नव चीज गाममे एने लोक बिनु कहनौं देखए जाइत। भलहिं बाधे दिस जाइक बहाना किअए ने करैत। कमल नारायण गरीब झाकेँ पुछलखिन -

‘‘गाम तँ आबि गेलौं ,आगू कि सभ हएत?’’

कमल नारायणक बात सुनि गरीब झा गाम दिस आँखि उठौलनि तँ देखलनि जे एक्के-दुइये आगू-पाछू लोक सभ धरिआएल आबि रहल छथि। लोककेँ देखबैत गरीब झा बजलाह -

‘‘जहिना अपना सभ गौआँकेँ रामलीला देखबए चाहै छियनि तहिना ने गौआँ सभ देखैक ओरियान करताह। एहेन-एहेन काज अगुतेने होइ छै।’’

अखन धरि गाममे रामलीला नै होइक कारण रहल जे गाममे ने एक्कोटा जमीन्दार आ ने जेठ-रैयत। कम ऑट-पेटक किसान। जिनका अपने जिनगी पहाड़। बाढ़ि-रौदीक इलाका। एक सालक बाढ़ि वा रौदी किसानकेँ पाँच बर्ख पाछू धकेल दैत अछि। तइठाम दुर्गापूजा आकि रामलीला लोकक मनमे उठत केना। मुदा गामक एकटा गौरव अछि- दू सए बर्ख पहिने जते लोक आ परिवार छल ओइमे दस गुणाक वृद्धि भेल अछि। ओना ई बात नै जे ओइ गामक लोक बम्बै ,कलकत्ता ,दिल्लीक आमदनी नै बुझैत ,बुझैत मुदा गामक सिनेह आ विश्वामित्र सदृश जिबटगर। किअए ने जिबटगर रहत? कोनो कि आइये रौदी ,

बाढ़ि आकि अन्हर-बिहाड़ि ,भुमकम भेल अछि सभ दिनसँ होइत आएल अछि होइत रहत। तरहस्थीक मैल जकाँ दू बेर रगड़ि देबै छूटि जाएत। ततबे नै गामक ईहो गौरव अछि जे बरहबरना माने बारहो वरनक गाम रहितो ने कहियो अपनामे लाठी-फराठी निकलल आ ने कोट-कचहरीक दछिना भरए पड़ल अछि।

रामलीलो पार्टी आ गौओंक बीच गप-सप्पक क्रममे तँइ भेल जे ब्रह्मस्थान सार्वजनिक जगह छी ,ओ तँ ओत्तै बैसि अगिला गप-सप्प हुअए। सएह भेल।

लोकक बीच कमल जीक हृदए उमड़ि गेलनि। कला-सिनेही। विह्वल भऽ बजलाह -

"आइ धरि एहेन गाम नै देखने छलौं जइठाम एहेन हृदैक मिलान भेल। अखन धरि जेहेन-जेहेन गाम देखलौं तइसँ भिन्न गाम बूझि पड़ैए। ऐ रूपे कहाँ कोनो गाममे रामलीलाक प्रति आकर्षण छै।"

मुदा लगले मन आगू बढ़ि गेलनि। भगवान रामक प्रति लोकक विश्वासक कारण अछि आकि मनोरंजनक? मनोरंजनो तँ जीवनक संगे चलैबला सहचरिये छी आकि जिनगीसँ अलग चलैबला? कर्म-आनन्द मिलि लीला करैत अछि। सभ सबहक मुँह देखैत जे के कि बजै छथि। कारणो अछि। सभ अपनकेँ नव बूझि नव फूलक सुगंध लिअए चाहैत। सभकेँ चूप देखि पुन :कमलजी बजलाह -

"अहीबेर टा नै जहिया कहियो लीला देखबैक अवसर देब तहिया जरूर आगूओ देखबैत रहब।"

बजैले आगू रहबे करन्हि आकि बिचेमे गरीब झा टपकि उठलाह। जहिना राज-दरबारमे किछु गोटेकेँ बजैले परमीशन नै लिअए पड़ैत तहिना रामलीला मेड़ियाक बीच गरीब जीकेँ। जहिना गरीब नाओं तहिना एक चेराक चेहरा। भीतर-बाहर एक्के रंग। ने गमहारिक चेरा जकाँ अमेरिकन आ ने कटहरक चेरा जकाँ यूरोपीयन। बस-बस सोलहो आना आमक चेरा जकाँ इन्डियन। चौबीसो घंटा शरीरसँ कला छिटकैत रहनि। मुस्की दैत बजलाह-

"भाय ,सर-समाज जहिना कमल भाइक संग पाबि गरीबो झा जलेसरो आ दयाकान्तो कलाकारक पात्र बनि सेवाक लेल एलौं तहिना अहूँ सभ गारा-जोड़ी कए संगी बनब। -हँसैत -जेना हिजरा-हिजरनिया सभकेँ देखै छिऐ जे कोनो-गाम कोनो समाज ओकरा बान्हि कऽ नै रखैत तहिना हमरो-सभसँ छिपाएब नै।"

कहि पुन :बजलाह -

"होउ भाय ,आब अपन अगिला विचार कहियनु।"

गरीब झाक विचारकेँ कमलजी मनमे औंटैत-पौड़ैत रहथि। मनमे हौंड़ैत रहनि जे भरिसक अपना इलाकामे जते रामलीला पार्टी छथि ओ सभ भरिसक एक

सीमाक भीतरे चक्कर कटैत रहलाह। जइसँ सभकेँ उठैक समान वातावरण नै भेट सकल। भरिसक गनल-गूथल गाम आ गनल-गूथल समाजक भीतरे रहि गेलाह। मुदा ईहो तँ झूठ नहिये जे जते रामलीला देखै-देखबैक जरूरति अछि ओते मेड़िया अछियो नै। तँए कि लोक नै देखैत अछि सेहो बात नै। जहिना पचमहलो कोठामे मनुखे रहैए आ बाधमे बनल रखबारक खोपड़ीमे सेहो मनुखे रहैए। रामलीलाक अतिरिक्तो नाटक ,नौटंकी थियेटर रास ,ऑरकेस्ट्रा ,लोक नाच ,विषय-कीर्तन ,कौव्वाली ,इत्यादि तँ चलिते अछि। रामलीलामे जहिना रामकथा चलैत अछि तहिना लोको नाचमे तँ चलिते अछि। मुस्कुराइत कमल बजलाह -

''आइ अहाँ सबहक अतिथि-अभ्यागती भेल। हम सभ गाछी-बिरछीमे रहैबला छी तँए भारो कम्मे देब। रातिमे निचेनसँ सभ एकठाम बैसि हब-गब करब। अखन एतबे कहू जे हृदैसँ चाहै छी आकि नै।''

एक तँ गाममे पहिले-पहिल रामलीला हएत तेकर खुशी तइपर उपजल गामक गदगदी। एक स्वरे सभ हूँहकारी भरि देलकै।

दिशा-मैदान दिस टहलि दोसरि साँझमे सभ कियो एकठाम बैसलाह। लोकक खुशीकेँ अपना दिस खींचैत गरीब झा ठाढ़ भऽ बजए लगलाह -

''अहाँ सभकेँ बुझले हएत जे रामलीलाक स्टेज बनत। स्टेजक पाछू कलाकारक बेवस्था रहत आ आगूमे देखनिहारक। स्टेज आ स्टेजक पाछूक बेवस्था ले तँ बासो-बेलन आ परदो अछिये। रहल स्टेजक आगूक बेवस्थाक। से तँ समाजे करब।''

गरीब झाक बात सुनि संतोखी दास दोहरबैत कहलखिन -

''कनी फड़िछा कऽ कहियौ गरीबबाबू। नीक-नहाँति नै बूझि सकलौं?''

गरीब झा -''कते गाममे रामलीला खेलेलौं हन। सभ गाममे किछु-ने-किछु तफड़का रहिते अछि। जेना कते गाममे पुरुख दर्शकक लेल अलग आ महिलाक लेल अलग ढाठ गाड़ि बेवस्था कएल जाइए। तँ कोनो-कोनो गाममे से नै होइए।''

संतोखी दास मुस्कुराइत -

''गरीब भाय ,देखनिहारसँ पहिने खेलेनिहारक चर्च करू जे खेलेनिहारक बीच ने ते.....?''

संतोखी दासक प्रश्न सुनि गरीब झा सकपकेलाह। ओना पेटक बात ओँढ़ मारि गोगिया-गोगिया निकलए चाहनि। मुदा अपनाकेँ एक कलाकार मानि सहमि जाथि। दुनू गोटेक बीचक सबाल-जबाब सुनि कमल जीकेँ नै रहल गेलनि। मुदा

नजरि गाम -समाज- दिस नै अपन मेड़ियापर पड़लनि। सभ एकठाम बैसि खाइ पीबै ,सुतै-बैइसै छी। घर-गिरहस्तीक संग घरवाली बाल-बच्चाक संग कला-साहित्यपर विचार करैत गति-मुक्तीक विचार-विमर्श करै छी ,तखन एहेन प्रश्न किअए उठल। पचपन-साठि बर्खक ,अगिला दाँत टुटल ,केश पाकल , छड़गड़ देह, कमलबाबूक मनमे झटका लगलनि। मनमे उठलनि जहिना गाए लेल गोशाला तीर्थस्थान होइत ,विद्यार्थीक लेल विद्यालय ,रोगीक लेल अस्पताल तहिना ने कला प्रेमीक लेल रंगमंच। यएह गरीब झा छथि जे प्राथमिक विद्यालयमे शिक्षक छलाह। दरमाहा पाइ कहियो परिवारमे नै दै छेलखिन। सभ दिन सिनेमे , नाटकक चक्करमे घुमैत रहलाह। जखन अपन पार्टी ठाढ़ भेल तखन विद्यालय छोड़ि एला। तहिना दयाकान्तो छथि। बनारसमे रहि शास्त्रीय ,उपशास्त्रीय संगीत सिखने छथि। तहिना जलेसर सेहो मन चोभिया नाचसँ आएल छथि। अपनो पचगछिया कुटुमक संसर्गमे रहल छी। अजुनो छकड़ बाजीसँ आएल अछि। पुन : मनमे उठलनियाकान्तो र परमीशन नै लिअह सच्चामे कच्चा की। उफनि बजलाह -

''सभ काजक सीमा होइ छै। अहाँ सबहक जे सीमा अछि तेकर भार अहाँ सभपर आ हमर सबहक जे सीमा अछि तेकर भार हमरा सभपर। द्वारपाल बनि अपन-अपन सेवा जँ इमानदारीसँ देब तँ कोनो तरहक गंदगी नै आओत।''

कमल नारायण जीक विचार सुनि संतोखी दास बाजल -

''आइ धरि ऐ गाममे रामलीला भेबे नै कएल अछि तखन अनुमानसँ किछु सोचब आ बुझबमे कतौ-ने-कतौ कमी रहियै जाएत। मुदा ईहो नै कहब जे ओ अनिवार्ये अछि नहियो भऽ सकैए। ई निर्भर करैत अछि गामक बेवस्थापर। जइ गामक जेहेन बेवस्था रहत तइ गाममे तेहेन काज हएत। ओना गामक भीतर काँकोड़ वा मकड़ा जकाँ गामक जाल पसरल अछि। एहनो नाच वा पूजा अछि जे खास जातिक प्रवेश आ खास जातिक निषेध अछि। जखन कि मूल प्रश्न अछि कला आ धर्मक। तहिना मनुक्खक संग देवतो आ कलो बटाएल अछि। जइसँ जबरदस टाट लगि गेल अछि।''

संतोखी दासक बात सुनि गरीब झा ठहाका मारि पुछलखिन -

''तखन?''

गरीब झाक जिज्ञासा देखि संतोखी दास मुस्की दैत कहलखिन -

''जेकरा कोनो गाछक जड़िक बोध हएत वएह ओइ गाछक गुण बूझि सकैए। मुदा ऐठाम तँ अखन गाछ जनमैक सुरे-सार भऽ रहल अछि तखन तँ प्रश्न उठैक समैओ नै बनल अछि।''

गरीब झा -''तखन?''

संतोखी दास -''हँ ,अखन घरसँ बाहर धरिक छी तँए अखने आगूक लेल रास्ताक निर्माण कऽ लेब ,नीक हएत। ओना कोनो निअम अस्थाइ नै भऽ सकैए। कारण जे समैक संग समाज चलैए तँ निअमोक संग चलए पड़त। जइसँ किछु नै किछु सुधार होइते चलत। जे समैक अनुकूल हेतै। हमर समाज ओहन अछि जइमे टोल-टोलक आठ-नअ बर्खक बच्चासँ लऽ कऽ चेतन , बुढ़-पुरान धरि संगे बाध-वोनमे एकठाम भऽ घास छिलैत तीन-तीन चारि-चारि घंटा संगे बितबैए। खेतमे संगे रोपैन-कमठौन करैए। ढेरबासँ जुआन धरि संगे साइकिलसँ दस-दस किलोमीटर स्कूल-कओलेज जाइए। तइठाम रामलीला सन जगहमे खाड़ी बनए ,ई केहेन.....?''

संतोखी दासक प्रश्न सुनि कमल गरीब दिस कनडेरिये आँखिये झँकलनि आ गरीब जलेसर दिस तहिना जलेसर कमल दिस। तीनूक-तीनू विपरीत दिशामे बौआए लगलाह। एक-दोसराक बीच नजरिक मिलान हेबे ने करैत। जहिना छोट बच्चा केशौरक ऊपरका भाग देखि हाथेसँ खोधिया उखाड़ए चाहैत तहिना तीनूक बीच मनमे हुअए लगलनि। मुदा से गरे ने लगनि। दयाकान्त लेल धैन-सन। मने-मन पावसक विसर्जन करैत समदौन ताल-मात्रा मिलबैत। तइकाल कमल नारायण पूछि देलखिन -

''की दया?''

जहिना कियो अनचोकमे कोनो प्रश्नक उत्तर किछु दऽ दैत तहिना दयाकान्त मुड़ीक ताल मिलबैत धाँइ दऽ बाजि उठलाह -

''हँ ,हँ ,सभ नीके।''

मुदा लगले जखन भक्क टुटलनि तँ मनमे उठए लगलनि जे भायकेँ की उत्तर भायकेँ दऽ देलियनि। ओ राय पुछलनि आ हम ओइ बच्चा जकाँ कहि देलियनि जे कोनो भोतिआइत यात्रीकेँ बिसवासक संग बिनु देखल रस्ता बता दैत। तहिना भेल। अखन समदौनक मात्रा मिलबैक समए नै छल जे मृत्युक पछातिक वएह मात्रा जन्मकालक केना हएत। किअए ने हएत। जन्म मृत्युमे अन्तरे कि छै। खेतक आड़ि जकाँ थोड़े अछि जे खेतसँ ऊपर होइमे वा आड़िपर चढ़ैमे डाँड़पर हाथ लिअए पड़त। ई तँ ईंटाक खरन्जाक ,बाट छी जे फुटल छोड़ि-छोड़ि सौंसकापर पएर दैत चली।

दयाकान्तक उत्तर सुनि कमल आरो भोतिआए लगलाह। जे सभ नीक तँ अधला की? जँ अधला नै तँ राक्षसक जन्म किअए। जँ राक्षस नै तँ मनुखक देहमे मासु-खुन किअए नै? मुदा तइकाल गरीबो झा आ जलेसरो अपन भाँज

पुरबैले कमल दिस तकलनि। बजैले दुनूक मुँह लुसफुसाइत। मुदा पहिने केना बाजब। जलेसरक मनमे गरीब भायकेँ गुरु बुझै छियनि। अखनो बहुत सिखबै छथि। जखन कि गरीब झाक मनमे उठैत जे कलाकारक रूपमे भलहिं दुनू गोटेक एक जिनगी अछि मुदा गाम-समाजक बंधनमे तँ दू छी। तँए पहिने जलेसरक विचार जरूरी। जँ से नै ,अगर पच्चीस तरहक रोगसँ ग्रस्त रोगीक इलाज पहिने नै भऽ एक बेमारीबलाक इलाज हएत तँ निश्चित रूपेँ अधिक बेमारीबला रोगी मरबे करत। मुदा से नै ,जँ पच्चीस बेमारीक इलाज उपलब्ध हएत तँ एक बेमारीक इलाज एकटा कोरामिनोसँ भऽ जाएत। आँखिक इशारासँ जलेसर गरीबकेँ आग्रह केलखिन। शिक्षक गरीब झा ,जे रामलीलाक विदूषककेँ मनमे बिजलोका जकाँ तड़कलनि जे रोगीक रोगक इलाज किमहरसँ कएल जाए? जालेसर आ गरीब झा दुनूक तत्-मती देखि कमल नारायण जीक मनमे उठलनि जे कतौ जरूर नमहर खाधि अछि। विचार बदलैत हँसैत बजलाह -

“जिनगीक पहिल दिन एहेन आनन्दक अवसर भेटल।” कहि चुप भऽ गेलाह। मनमे उठलनि जहिना घरमे आगि लगलापर आन्हरो भागए चाहैत मुदा आँखि नै रहने ढिमका-ढिमकीमे ठेसिया-ठेसिया खसैत ,कोनो टंगटुट्टाक आभास पाबि जान बँचबए कहत तँ ओ टंगटुट्टा यएह ने कहत जे भाय केकरा के देखै छै जे तोरा हम देखबह आकि तूँ हमरा। तोरा आँखि नै छह जे देखि कऽ चलबह आ हमरा टांग नै अछि जे देखतो एको डेग चलब।

कमल सदृश खिलैत कमल जीकेँ संतोखी दास कहलकनि -

“भाय ,जतेकाल अहाँ स्टेजपर रहब ओतेकाल अहाँ राम ,हनुमान आकि रावणक रूप बना रहब मुदा तकर बाद जते समए बचत ओ तँ समाजेक भाए-भैयारीमे बनि रहब किने? बारह-तेरह बर्खक एकटा बेटा हमरो अछि। ऐठाम अछियो। जाबे धरि ऐठाम रहब ताबे धरि ओ सेवामे लगल रहत।”

हँसैत कमल बजलाह -

“सेवाक फल मेवा होइ छै।”

जे रोगीकेँ मन भाबए से वैदा फरमाबए। अपन नाओं सुनिते शंभु फुड़फुड़ा कऽ उठि कमल जीकेँ गोड़ लगलकनि। मुदा जाबे कमलजी असिरवाद दितएथिन तइसँ पहिने गरीबो ,जलेसरो आ दयाकान्तोकेँ गोड़ लागि समाज दिस घूमि पहिने पिता संतोखी दासकेँ गोड़ लागि पाहि लगा सभकेँ गोड़ लागए लगल। मनमे बेहद खुशी !ओहन खुशी जेहेन दुरगमनिया बहिन ,पहिलुक समाजसँ आगू बढ़ैत नव समाज दिस डेग उठबैत। अखन धरि शंभुकेँ असिरवाद दइक विचार कमलजी करिते रहथि। कारणो भेल ,जखन शंभु गोड़ लगलकनि तखन कमल

योगासनमे बैसले रहथि। जइसँ दहिना पएर पोन तर दाबल आ वामा बाहर रहनि। तँए असीरवाद दइमे पहिल देरी भेलनि ,दोसर देरी भेलनि जाबे असीरवाद दितथिन ताबे शंभु तीनू गोटेकेँ गोड़ि लागि लेलकनि। जइसँ कमल असमंजसमे पड़ि गेला। स्कूल-कओजेजमे विद्यार्थीक प्रवेश दिन जँ शिक्षकक बीच हुअए आ ओइ दिन शिक्षक विद्यार्थीक बीच प्रवेश पर्व हुअए जइ दिन सभ विद्यार्थी-शिक्षक रंगमंचक कलाकार जकाँ नव-नव चेहरा सजा ,नव-नव कला देखबैत। जइसँ एक-कलाकारकेँ जहिना एक संगी भेटलापर नन्द रूप आनन्दक रूपमे बढ़ैत , तहिना ने ओहू पर्वमे हएत। सभकेँ तत्-मत् करैत देखि गरीब टभकि उठलाह -

"आइ शंभु ओइ सीमापर आबि अँटकि गेल जइठामसँ दिशा बदलैत। बहुत पैघ आश समाजमे भेटल। मुदा सबुर कहाँ भेल। सबुर हएत तखन जखन भरि पोख काज अहाँ सभ लेब। शंभुए किअए ,एहेन-एहेन शंभु समाजक फुलवाड़ीमे छिड़िआएल अछि।"

गरीब झाक विचार सुनि संतोखी दास बजलाह -

"गरीब भाय ,आन जे होथि ,नै बूझल अछि मुदा अहाँ प्राइमरी शिक्षकसँ कलाकार भेल छी। तँए जहिना देव पूजनक लेल फुलवाड़ीक फूल बर्जित नै अछि ,पुस्तकालयक पुस्तक बर्जित नै अछि तहिना निरविकार भऽ अहूँ समाजक फुलवाड़ीमे घूमि-फिरि अपन पूजाक फूल चुनि पूजा-पाठ -तामि-कोड़ि -सेवामे लगा सकै छी।"

छठिक तेसरा दिन ,अकासक चान अपन प्रवेश देखि मधुरिया मुस्की दैत। ठंढ़-गर्मक सीमान जेहने मोहक होइत तेहने मोहक दुनू समाजक मनमे। एकक मनमे जे दस गोटे एकठाम बैसि रामलीलाक आनन्द लेब तँ दोसराक मनमे नव समाजक बीच जँ नव-कलाक प्रदर्शन नै हएत तँ समाजकेँ जे भेटोन्ह मुदा कलाकार तँ शंखे डोलबैत रहि जेता। अपन सत्ताइसो मेड़ियाक संग दू बजे , बेरू पहर टाएर गाड़ीपर ,साज-बाज ,पर्दा-पोस ,बाँस-बेलन नेने पहुँचलाह। स्कूलक बगलक गाछीक जगह बूझले रहनि। एक्के-दुइये गौआँ सेहो पहुँचए लगलाह। जाबे टायरक सामान उतारि परतीपर रखैत ताबे लोको गोलिया गेल। देखले गरीब झा आ देखले संतोखी दास। नजरि पड़िते संतोखी दास पुछलकनि -

"भाय ,शंभुकेँ डटि कऽ पहुँनाइ करौलिऐ?"

संतोखी दासक बात सुनि गरीब झा बजलाह -

"एते दिन शंभुक संग रहितो नै परेखि सकलौं जे शंभु कि चाहैए।"

संतोखी -"मतलब?"

गरीब -"यएह जे केकरो शुरूहेसँ बाजा दिस नजरि रहल तँ केकरो नाच

दिस तँ केकरो गान दिस। ई शंभु तँ अद्भुत अछि जे बाजो दिस ओहने झुकाउ देखै छिऐ आ अवाजोक चर्चे की?''

संतोखी-''आब तँ गप-सप्प होइते रहत। जखन आबि गेलौं तखन-अंङस-मंङस नहिये हएब नीक। कि विचार अछि?''

गरीब -''अखन धरिक यएह रहल जे आइ खुँटा-खुट्टी गारि लेब। काल्हि परदा-पोस लगा लीला शुरू कऽ देब।''

''हद करै छी गरीब भाय। अहाँ सभ खाली देखबैत रहियौ गौआँ सभ एक्के घंटामे सभटा तैयार कऽ देत। मुदा जखन गाम आबि गेलौं तखन एको दिन नागा करब समैक संग धुड़तै हएत?''

तइ बीच समाजमे एकटा हवा उठि गेल। हवा ई जे कियो बाजि देलकै जे जइ गौआँकेँ पच्चीस-पच्चीस अनगौआँक भोज करबैक इज्जत छै ओ दसटा ब्राह्मणकेँ भोजन नै करा सकैए। मुदा गामे छी। खड़ौआ जौरक बान्हसँ बनल घर-सभ। एहेन खुऔनिहार चारि गोटे। चारू तैयार जे असकरे देब। नवका विवाद चारू गोटेक बीच। गरमा-गरमीक हवा वहए लगल। कियो भोजक संग बुधियारी जोड़ि बजैत तँ कियो बाप-दादाक खुनेलहा पोखरि जोड़ि बजैत। कियो जाइतिक भगैत गबैत तँ कियो हाकिम बेटाक। चारू बात सुनि-सुनि गौआँक मन घोर-मट्ठा। जे ई चारू केहेन बेर पड़क भदबा बनि गेल। केहने सुन्दर सभ कियो एकठाम बैसि रामलीला देखतौं तँ चारू कोट-कचहरीक बाट पकड़ैपर उताहुल। जे गाम कहियो ने देखने छल से देखैले तनफन करैत।

मुदा चारू ,गौआँ-अनगौआँ मिलि पनचैती मानि लेलक। सबहक बीचमे चारू गोटे पहुँचलाह। गौआँ सभ दोहरी लाभ देखि अनगौआँक आदर आ गौआँमे देखारसँ बाँचब -गरीब झाकेँ मानि लेलनि। मने मन गरीब झा सोचलनि जे कोन बड़का पहाड़ अछि जे सभ पाछू ससरि रहल छथि। कियो पहाड़ देखि डरैत तँ कियो बच्चा माए-बापक संग खुरपीसँ खाधि खुनि खेलाइत। मुदा लगले मन घुमलनि जे जँ चारू गोटेकेँ कहि दियनि एक-रंग कऽ सभ चीज दऽ दियौ तखन तँ खीराक फाँक बनि जाएत। ऊपरसँ चिक्कन आ भीतर फाँक। नीक हएत जे हुनके सभकेँ पूछि-पूछि बाँटि दियनि। मुस्की दैत बजलाह -

''भाय ,अनगौआँ छी तँए ई नै कहब जे छठूसँ छठुपाना केलक। जिनका जे चीज छन्हि ओ ओ चीज देथुन। अपना खेतमे जिनका सतरिया-बासमती धान भेल होन्हि ओ चाउर देथुन। जिनका बाड़ीमे तरकारी उपजैत होन्हि ओ तरकारी देथुन। जनका खूँटापर गाए-महीसि होन्हि ओ दूध-दही देथुन।''

सभ किछुक जोगार घंटे भरिमे भऽ गेल। आइसँ रामलीला हएत ई समाचार

जेना सबहक छाती धड़कबए लगल। जिनगी विषयक कथाक रंगमंच मास दिन धरि गौआँ देखताह। किएक ने खुशीक हिलकोर उठतनि। आरती चढ़ौआक बरखा सोहे बरसबे करत।

मास दिन शंभु संगे-संग खटल। आइ समाप्त भऽ रहल अछि। काल्हि सभ कियो दोसर गाम चलि जेता। आड़िपर शंभु ठाढ़ भेल सोचि रहल अछि। समाज बदलि कहाँ रहल अछि। बढ़ि रहल अछि संतोखी दासक मनमे उठैत जे छोटसँ पैघ दुनियोमे प्रवेश केनिहार -जाइबला -कें किछु कहब कठिन अछि। तहूमे आब तँ सहजहि नेनासँ चफलगर भेल।

जाइकाल कमल जीक नोर टघरि रहल छन्हि। वएह नोर जे ससुरारि जाइवाली रहै छै।

साल भरि बितैत-बितैत शंभु रामलीलाक प्रमुख कलाकारक श्रेणीमे आबि गेल। ओना प्रमुखताक कारण उत्कृष्टता होइत मुदा शंभुक प्रमुखताक कारण भेल बहुआयामी। जहिना आद्राक पहिल बर्खामे ओहन किसानक मन अधिक छटपटाइत जेकरा एक संग अनेको खेती करैक रहै छै। फसल लगबए लेल मन छटपटाए लगै छै जे अगहनी धानोक बीआ आ चौड़ियो खेत अछि ,गरमा धानक सहो रंग-रंगक बीआ अछि ,जे मौसमक हिसावसँ नै समैक हिसाबसँ होइत अछि। जौं ओ बिआ समैपर नै उखारि लगौल जाएत तँ उपजा प्रभावित हएत। मुदा बर्खा चटकने तँ चौड़ीक खेतिये बुड़ि जाएत। मुदा शंभुकेँ से नै भेल। ढोलक , हारमोनियम बजबैसँ लऽ कऽ नचनाइ पार्ट खेलनाइ तकमे शामिल भेल। जइसँ पार्टीक भीतर शंभुक महत बढ़ि गेल। कोनो आदमीक अभिनयकलासँ लऽ कऽ वाद्यकला धरिक -अनुपस्थितिक पूर्ति शंभु करए लगल।

कमलजीक रामलीला पाटीमे शंभु सात बर्ख रहल। ओना अधिक उमेर भेने कमल नरायण पार्टी खसा लेलनि। गामोक स्थितिमे ठनका खसलनि। सन्मुख कोसीक मुँह पछिम मुँहेँ जोर केलक। जइसँ गामक छिड़िआएल बास समटा कऽ घोदिया गेल। खेतबलाक स्थिति बिगड़ि गेलनि। कतेको परिवार गाम छोड़ि परदेश रहए लगलाह।

बीस बर्खक शंभु अपन ओकाइत -लम्बाई-चौड़ाइ -बुझए लगल। मनमे रंग-रंगक विचार उठए लगलै। मुदा सभ गुण होइतो शंभुक मन उपशास्त्रीय संगीत दिस अधिक झूकल। जेहने स्वर तेहने कला। सामंत सबहक टुटैत स्थिति शास्त्रीय संगीतकेँ प्रभावित केलक। ओना प्रभावित उपशास्त्रीय सेहो भेल मुदा कम। दरवारी दासक लाट पकड़ि शंभु राजक गबैया बनि विभूषित भऽ गेल।

हजारो लोकक भीड़मे जहिना कियो अपन प्रेमी देखि सभ किछु बिसरि जाइत तहिना संगीत प्रेमी शंभुदास घर-परिवार बिसरि बिआह नै केलक। ढहैत बेवस्थाक तरमे शंभुओदास पड़ि गेल।

बेवस्थाक बेवस्था चलैत मिथिलाक धरतिये जकाँ मिथिलाक कला सेहो राँइ-बाँइ भऽ छिड़िया-बितिआ टूटि-फाटि गेल।



# फाँसी

काल्हि बारह बजे बलदेवकेँ फाँसी हएत, रेडियो-अखबार कान-कान जना देलक अछि। जहिना बलदेव बुझैत तहिना जहलक उत्तराधिकारियो बुझैत अछि। जहिना बलदेवक परिवार बुझैत अछि तहिना सर-समाज, दोस-महिम सेहो बुझैत अछि। सबहक मन बारह बजेपर अॅटकल। वएह बारह बजे दिन वा राति अपन प्रखर रूपमे दिशा दिस मैदानक रस्ता धड़ैत अछि।

जहलक एक नंबर सेल घर। जे घर ओइ अपराधीकेँ ओइ बीच भेटैत अछि जखन न्यायालयसँ फाँसीक तिथि निर्धारित होइत अछि। सेलक बुनाबटियो, आन सेलो आ वार्डोसँ भिन्न बनल अछि। ओना सेलक बुनाबटि विचित्र अछि मुदा आनसँ अलग तँ अछिये। कोठरीनुमा घर, कोठरियेक आँट-पेट सेहो अछि। एक कोठरी ओहन होइत जे नमहर घरमे बनैत आ एक कोठरी ओहन होइत जे घरे कहबैत अछि। एक नंबर सेलो तहिना बनल अछि। चिमनीक एक नम्बर ईंट, क्यूल-लक्खीसरायक बीचक पथराएल बालु, दू-एक सिमटीक जोड़सँ देबाल बनल अछि। सात एस्क्वाइर फुटक घर, जे घरक कोठरीओसँ हीने अछि। पौने दू फुट आगूक दरबज्जा, खिड़की दरबज्जा नै, जे भीतर-बाहर अबैत-जाइत अछि। लोहाक बनल केबाड़ लगल अछि। शेष कोनो देवालमे ने खिड़की-खोलिया अछि आ ने पूब-पछिम दिशा देखबैक कोनो दोसर साधन अछि। एक तँ ओहुना जइठाम सभ किछु -दिशा-वोधक- रहैत अछि तहूठाम दिशान्स लगि जाइ छै। आ पूबकेँ पछिम, पछिमकेँ पूब कहए लगै छै। जिनगीक पूर्ण लीला बलदेवकेँ ओइ कोठरीनुमा घरमे पनरह दिनसँ होइत अछि। ओना तइसँ पूर्वो -१५ दिनसँ पहिने- सेहो सात नम्बर सेलमे तीन सालसँ रहैत आबि रहल अछि।

ओना एक नंबर सेलमे एलापर एतेक सुविधा जरूर भेट गेल छलै जे पहिनेसँ नीक भोजन, नीक ओढ़ना-बिछौना भेट गेल छलैक। भलहिं घरमे नेहिये बिजलीक तार आ ने बौल लागल मुदा दरबज्जा सोझे एहन बौल लागल छलै जइसँ कोठरियोक भीतर इजोत पहुँचैत छल। मुदा कोठरीक बाहर स्पेशल सिपाहीक बेवस्था सेहो भऽ गेलै।

बारह बजे रातिक घंटी टावरक मुरेड़ापर बाजल। राति-दिनक पाशा बदलैक समए भऽ गेल। जहिना भूत-वर्तमान आ वर्तमान भविष्यमे बदलैत अछि सएह मुहूर्त अछि। राति-दिनक बाट पकड़त मुदा दूत-भूत एतेक प्रबल जे आरो बेसी उग्र बनैत अछि। जहिना रातिक जनमल बच्चा दिनेक होइत तहिना बलदेवक राति सेहो दिने भऽ गेलै। राति-दिन भऽ गेलैक आकि निनिये देवी विध्नवादिनीक

संग डरे पड़ा गेलखिन, से नै कहि। ओछाइनपर पड़ल बलदेव उठि कऽ बैस कोठरीक चारू देवाल दिस तकलक। अन्हारमे सभ हराएल बूझि पड़ल, किएक तँ बाहरक बिजलीक इजोत सेहो अन्हार चद्दरि ओढ़ि ओहन भऽ गेल जे अपनो भरि नै देखि पड़ैत। देह दिस तकलक। हाथ-हाथ नै सुझैत, बलदेव अजमा कऽ घरक मुँह लग ससरि कऽ पहुँचल। हाथ बढ़ा देखलक तँ बूझि पड़लै जे यएह घरक मुँह छी। घरक मुँह देखि मनमे बिसवास जगलै जे ऐठामसँ अन्हार-इजोतक सभ किछु देखब। हिया कऽ बिजली खूँटामे लटकल बौलपर नजरि देलक। मरियाएल इजोत तइपर असंख्यो मच्छर-माछी जान गमबैले तैयार नाचि रहल अछि। खूँटापर गिरगीटक झुंड। मुँह बाबि खाइले तैयार आसन लगौने अछि। निच्चामे बेंगक जेर कुदैत। तइ बीच मच्छरक जेर गीत गबैत फाटक टपि भीतर पहुँचल। मुदा बलदेवक धियान मच्छरपर नै गेल। जहिना शरीरमे अनेको रोग रहलापर बड़का रोग छोटकाकेँ चापि रखैत तहिना बलदेव बाहरक मच्छरक भोगकेँ दाबि देलक। केना नै दाबैत, जइठाम जिनगीक खूनक कोनो महत नै तइठाम मच्छर कत्ते पीबे करत। मुदा तहूसँ बेसी बलदेवक मनमे जागि गेल जे जखन बारह बजे अन्ते भऽ रहल छी तइ बीच जँ कनियो उपकार दोसरक भऽ जाइ छै तँ ओहो धर्मे छी कि ने? बलदेवक मनमे पनपए लगलै।

तखने पएर दाबि सिपाहीक झुंड सेलक चारूकात चक्कर कटए लगल। अन्हारमे सभ हराएल। पएरक धमकसँ बलदेव बूझि गेल। जहिना गाए-महिंस मनुक्खक संग कुत्तो-बिलाइक चालि अन्हारोमे परेखि लैत तहिना बलदेवो परेखिलक। मुदा सभ चुप्प। बलदेवक मनमे उठलै, जब कि बारह बजेमे फॉसियेपर चढ़ब तखन किअए एते ओगरबाहिक जरूरति छै। एक तँ ओहिना बड़का छहर-देबालीक बीच जेल बनल छै, तइ बीच वार्ड-सेल बनल छै, तइ बीच एते ओगरबाहिक कोन जरूरति छै। मुदा लगले विचार बदलि गेलै। वार्ड सभक कैदी तँ अबैत-जाइत रहैए। सभ दिन दू-चारि एबो करैए आ निकलबो करैए। मुदा हम तँ आब निकलि नै पाएब। निकलबे नै करब आ कि जिनगिये अंत भऽ रहल अछि। आँखि उठा आगू तकलक तँ बूझि पड़लै जे साल-महिनाक कोन गप जे मात्र किछु घंटाक लेल छी। जइ दिन फाँसीक आदेश न्यायालयसँ भेल ओही दिन किअए ने फाँसियो भऽ गेल। अनेरे कोन सोग-सन्ताप देखै-भोगैले पनरह दिन जीआ कऽ राखल गेल अछि। मन शान्त केलक। शान्त होइते, जहिना पोखरिक अगम पानिकेँ पूर्बा-पछबा हवा डोलबैत रहैए तहिना मन डोललै। डोलिते उठलै, फाँसी किअए हएत? प्रश्नपर नजरि अँटकिते उठलै जे फाँसीपर सपूत-कपूत दुनू चढ़ैए। फेर उठलै जे तइ सपूत-कपूतमे हम की छी?

अन्हर उठैसँ पहिने जहिना हवा खसि पड़ैत अछि, वायुमंडल शान्त भऽ

जाइत अछि तहिना बलदेवक मन सेहो शान्त भऽ गेलै। कोनो तरहक तरंग नै। मुदा लगले मनमे उठलै जे जिनगीक अंतिम सीमापर पहुँच गेल छी। जहिना गामक सीमा टपिते दोसर गाम आबि जाइत अछि तहिना जीवनलोकसँ मृत्युलोक चलि जाएब। मुदा एते तँ हेबे करत जे अखन ठेकानल जिनगी अछि पछाति बेठेकानलमे पहुँचि जाएब। फेर उठलै, जीवनलोक तँ खाली मृत्युक लोक नै छी। जीवनो तँ लोक छी। जहिना कोनो जंगलसँ पड़ाएल जानवर दोसर जंगलक सीमापर पहुँचते चारूकात नजरि उठा कऽ देखैत जे रहै जोकर अछि वा नै, तहिना जीवन-मृत्युक सीमापर बलदेवक मन अँटकि गेलै। धरतीपर जहिना एक-दिशासँ दोसर दिस बहैत धार रास्ताकेँ बाधित कऽ दैत तहिना बलदेवकेँ जीवन धार बाधित कऽ देलक। आगू टपैक आशा नै देखि बलदेव बामा-दहिना दिशा पकड़ैत विचार केलक। एक दिस पहाड़सँ निकलैत धार धरती टपैत समुद्रमे मिलैत तँ दोसर धरती टपि समुद्रमे मिलैत। आगू तँ किछु घंटा शेष अछि मुदा पाछू तँ सौंसे जिनगी पड़ल अछि। कि एक बेरक फाँसी फाँसी, छी आकि फाँस चढ़ल जिनगीक फँसरी फाँसी छी। मन ठमकि गेलै। मुदा लगले मनमे उठलै जे गुमसुम भऽ समए काटब नीक नै। कत्तेकाल पहिने बारह बजेक घंटी बजल। जहिना धरतीपर आएल बच्चा आस्ते-आस्ते सकताए लगैत तहिना बलदेवक मन सेहो सकताए लगलै। मन पड़लै पनरह दिन पहिलुका फाँसीक सजए। मनमे खौंझ उठलै जखन फाँसीक आदेश भेल तखन फेर पनरह दिन जहल किअए भेल? कोन अपराधक फल भेटल। जौं ओही दिन फाँसी भऽ जाइत तँ पनरह दिन जे सोग-सन्ताप भेल से तँ नै होइताए। ततबे नै अपनो ऊपर अनेरे भार किअए बढ़ौलक? फेर मनमे उठलै जे अनेरे ओझराइ छी। मन शान्त केलक। शान्त होइते मनमे उपकलै, सपूत बनि दुनियाँ छोड़ब आ कि कपूत बनि। कियो हिलसैत, पुलसैत दुनियाँ छोड़ैए आ कियो विलखैत, डुमैत दुनियाँ छोड़ैए। मुदा जे हिलसैत-फुलसैत छोड़ैए ओ छोड़ैत कहाँ अछि? ओ तँ जीवात्माकेँ एहेन चुहुटि कऽ पकड़ैत अछि जे छोड़ौनौं नै छुटैत अछि। मुदा हम तँ से नै छी। फेर मन घुमलै। दुनियाँ बड़ीटा अछि.., बड़ छोट अछि...।

बड़ीटा ओकरा लेल छै जे बरी पाबए चाहैए। मुदा बरी तँ भोजोक अंतिम पराव नै, घरक मध्य सेहो छी। तखन किअए ओकरा लिअ चाहैए। फेर मन ठमकि गेलै। अनेरे अछाहे कुकुड़ भूकब नीक नै। अपनो तँ संसार अछि। जइमे अकास-पताल, चान-सूर्ज, नदी-सरोवर सभ किछु अछि। तखन अपन छोड़ि दोसराक देखब अपनासँ दूर हएब हएत। अपन कर्म, अपन धर्मक मर्म बुझब उचित हएत। जाबे से बूझि दुनियाँक रंगमंचमे नै उतरब ताबे कौआ कान

नेने जाइए, तइ पाछू दौगब हएत। अपन रंगमंच आ अपन अभिनय लग अबिते मन ठमकि कऽ ठाढ़ भऽ गेलै। ठाढ़ होइते अनायास मनमे उठलै। अभिनाइयो तँ देखिनिहारोक लेल आ संसारोक लेल रंग-बिरंगक, कतेक स्तरक होइत अछि। मुदा कहल तँ अभिनाइये जाइ छै। कियो लीला रचि अभिनय करैत, तँ कियो गुण-गुणाइत अभिनय करैए। कियो मूक भऽ करैत अछि तँ कियो प्रेमावेशमे करैत अछि। केना एकरा बिलगाएब? एक दिस चित्र-विचित्र बनल अछि तँ दोसर दिस कुचित्र सेहो बनल अछि। ओझराइत मन झमान भऽ झमा उठलै। अनेरे ओझड़ेने समए ससरि जाएत। गनल कुटिया नापल झोर जकाँ समए बचल अछि, तेकरा जौं ओझरौठेमे राखब सेहो नीक नै। बारह बजेक घंटी कतेखान पहिने बाजि चुकल अछि। हाथमे जौं घड़ी रहैत तँ ठीक-ठीक समैयोक बोध होइत, सेहो नहिये अछि। जइ दिन जेलमे प्रवेश केलौं तेही दिन जहलक मुँहपर जमा कऽ लेलक। जइ दिन निकलब तइ दिन देत। मुदा निकलब कहिया? आइ तँ फाँसियेपर लटकि जिनगीक विसर्जन करब तखन घड़ी केना लेब आ पहिर कऽ समए बुझब? मुदा तँए कि जइ गाममे मुर्गी नै रहै छै तइ गाममे भोर नै होइ छै? पाँच-दस मिनट आगू-पाछू, अनुमान तँ कऽ सकै छी। मुदा काजक संग जे समए चलैए ओकर अनुभव आ बिनु काजक अनुभवोमे तँ अन्तर होइते अछि। काजक दौड़क अनुभव बेसी बढ़ियाँ होइत अछि। किएक तँ काजक संग समए सटि चलैत अछि। मुदा हमरा तँ सेहो ने अछि। बस दू बेर खाइ छी, ढेंग जकाँ ओंघराएल पड़ल रहै छी। कखन जागल रहै छी आकि सूतल रहै छी, से आनक कोन बात जे अपनो नै बूझि पबै छी। पछतेनौं तँ किछु ने भेटत। फेर मनमे उठलै- फाँसी किअए?

किछु समए गुम्म रहलाक पछाति अनायास मनमे उठलै जौं भक्ति-भावसँ समए कटने रहितौं तँ हँसी-खुशीसँ चढ़ितौं, से नै केलौं तँ कुहरि-कलपि चढ़ब। जहिना शक्तिक स्रोत ज्ञान छी तहिना ने भक्तिक स्रोत श्रमो छी। फेर मन ठमकलै। जौं भक्तिक स्रोत श्रम छी तँ हमहूँ तँ श्रमिक छिहे। जौं से नै रहितौं तँ एत्ते खेल केना केलौं। अचताइत-पचताइत मुँहसँ निकललै। से तँ जरूर केलौं। एक पसीना पत्थर तोड़ैमे चुबैए, दोसर पत्थर बनबैमे चुबैए। हँ से तँ दुनूमे चुबैए। मुदा कि दुनूक मिठास एक्के रंग छै? से तँ नै छै। तखन श्रम -सेवा- केकरा कहबै? फेर बलदेवक मन ठमकि नजरि उठा-उठा चौकन्ना होइत चारू दिस तकए लगल। मुदा अन्हारमे किछु देखबे ने करए। मनमे उठलै, अनेरे श्रमक पाछू बौआइ छी। गेल जमाना फेर नै लौटए। आब तँ जिनगीक अंतिम खाड़ीपर चलि एलौं। ने श्रमिक छी आ ने श्रमक सिरजन कर्ता। अनेरे

अनका पाछू बौआए रहल छी। सभकेँ अपन-अपन जिनगी छै। अपन-अपन जगह छै, जे समैयोक आ प्रकृतोक प्रभावसँ प्रभावित होइत रहै छै तँए अपन बात जेना लोक अपने बुझैत अछि तेना आन थोड़े बूझत। चारू दिससँ घुमैत-फिड़ैत मन अपना लग बलदेवकेँ एलै। मनमे खौंझ उठलै। यएह मन छी जेकर किरदानीसँ कियो भगवान बनि जाइए आ कियो हत्यारा बनि दुनियाँक सोझामे फाँसीपर लटकि जाइए। मुदा कहबै केकरा आ सुनत के? मन ठमकलै। हत्यारा के? हत्या की? आ के पैदा करैए? जहिना कम माछी-मच्छर रहने खेबो काल आ सूतबो काल ओते परेशानी नै होइत जते अधिक रहने होइत। बलदेवक मन फेर ओझरा गेलै। ओझरी छुटिते अपनापर ग्लानि हुअए लगलै। हमहूँ तँ दुनियाँक चुनल अपराधीमे छी। जिनगी भरि अपनेमे बेहाल रहलौं मुदा बेहाले केना रहि गेलौं, से कहाँ बूझि पेलौं। जहिना धरतीकेँ बेहाल भेने सृजन शक्ति कमि जाइ छै तहिना ने हमरो भेल। मन उफनि गेलै। चिचिआइत बाजल-

''हम अपराधी छी, अपराध केने छी। डकैतीक संग हत्या केने छी। अखने हमरा फाँसी हुअए?''

पितोक मास्चर्य ओइ बेटासँ ओही दिनसँ कमए लगै छै जइ दिन सुपात्र कुपात्र दिस जाइत देखै छै। तहिना बलदेवक कलपैत आत्मा मनसँ हटि रहल छै। अनधुन मुँह पटकि रहल छै। अपराधी छी, अपराध केलौं। एक अपराध नै, अनेको, एक दिन नै जिनगीयो भरि। बहुत विलमि कऽ फाँसी भऽ रहल अछि। बहुत पहिनहि भऽ जाइक चाहै छल। मुदा भेल किअए नै?

एकाएक मुँहमे पर्दा लगल हुमड़ैत मन पाछू दिस ससरलै। अंतिम हत्या आ डकैतीक फल फाँसी छी, मुदा आरो जे जिनगी भरि केलौं, तेकर की भेल?

मध्यमासक स्नान जहिना आन मासक स्नानसँ अधिक सुन्दर, अधिक शीतल होइत तहिना जिनगीक अपराधक बीच बलदेवक मन अँटकि गेलै। एक दिस जिनगी दोसर दिस अपराध। शीतल भेल शान्त मनमे उठलै, कि हमर जन्म अपराधिये बनैक लेल भेल छल जे अपराधीक जिनगी बितेलौं। मुदा बुझियो कहाँ पेलौं जे अपराध करै छी, अपराधी बनै छी। ओझराइत मनकेँ सोझरबैत बलदेव जिनगीक एक-एक दिन आ एक-एक घटना मोन पाड़ए लगल। मुँहसँ निकललै -

''अपन जिनगीक बात जत्ते अपना मनमे अछि ओत्ते थोड़े दोसराकेँ हेतइ। सिर्फ हत्ये-लूट टा तँ नै केने छी, माए-बहिनिक संबंध सेहो तोड़ने छी।''

मन कलपि कऽ बजलै -

''एकबेर नै हजार बेर फाँसी हेबाक चाही।''

मन बेकल हुअए लगलै। केकरा ले केलौं? ई बात मनमे उठिते धियान

परिवार दिस बढ़लै। अंतिम दिन पत्नी आ बेटाक दर्शन हएत? ओ सभ बेचैनीसँ भेँट करए जरूर औत। मुदा कि जहिना परिवारमे भेँट होइत छल तहिना हएत? से केना हएत? सिपाहीक घेरावंदीमे हम रहब आ ओ सभ हटि कऽ कातमे ठाढ़ रहत। मन घुमलै। अनेरे किअए कियो भेँट करए औत? कोन मुँह देखत आ कोन देखौत। तइसँ नीक जे भने हमहूँ हराएल छी आ ओहो सभ हराएले रहए। दुनियाँक सभ तँ नै ने चिन्हतै-जनतै। जौं समाजमे लोक ओंगरी देखौते तँ समाज छोड़ि दोसर समाजमे चलि जाएत। जखने एक समाजसँ दोसर समाजमे जाइए तखने पछिला समाजक बान्ह टूटि जाइ छै। बान्हक भीतर बनल समाज अपन हितक बात सौचैए। मुदा समाज तँ समुद्र छी, जइमे घोंघा-घोंघीसँ लऽ कऽ गोहि-गमार तक छै। बलदेवक मन ठमकि गेल।

जहिना जन्म-जन्मान्तरसँ वा कुरीति-कुसमए पाबि बाँसक छाँहमे जनमल लतामक गाछ सेहो समए पाबि कलशि जाइत तहिना बलदेवक मन कलशल। अबोध बच्चाक हाथसँ गिरल अइना, माए-बापक दुख जकाँ नै मुदा तैयो टुकड़ी बीछि-बीछि जोड़ैक कोशिश करैत अछि तहिना बलदेवक कलशल मनमे उपकलै। तीन बर्ख जहल एला भऽ गेल। राता-राती घरसँ पकड़ा बन्दूकक हाथे जहल आएल रही। नव-नव लोक, नव-नव जगहसँ भेँट भेल। जहिना देशक मिथिलांचलोक वासी दुनियाँक कोण-कोणक बीच बसि अपन पूर्ब परिवारक स्मरण करै छथि तहिना बलदेवक मनमे परिवार सेहो आएल। मुदा लगले जहलक परिवार अगुआ गेलै। एक-फाटक टपि दोसरमे घेराएल रही। तलाशीक संग सभ किछु घेरा गेल। बाहरसँ आओत नै अपने घेराइये गेलौं। मुदा तैयो नव-नव चेहरासँ भेँट भेल। भीतर अबिते -वार्डमे- घूस्सा-मुक्काक सलामी भेल। जहिना अखड़ाहापर उतरैत खलीफाकेँ पानि उतरए लगैत तहिना उतरल। जिनगीक पहिल बेर जहल देखलौं। स्वागतक बाद मेट लग पहुँचाओल गेलौं। अखड़ाहा बदलने खलीफाक पानियो बदलि जाइ छै। मुदा.....। मेटक रजिष्टरमे नाओं चढ़िते ढेर हुकुम एक संग उठल। झाड़ू लगबैक ड्यूटी, पैखानामे पानि पहुँचाबैक ड्यूटी इत्यादि-इत्यादि। काजक भारसँ मन दबाइत जा रहल छल आ कि मसलनपर पसरल मेटक हुकुम भेल -

''एम्हर आ, पहिने जाँत तखन दोसर काज हेतइ।''

अवग्रहमे फँसल मन हल्लुक भेल। मनमे खुशी उपकल जे कनियो-कनियो कान ऐंठैत तँ काने उखड़ि जइतए। जान बचल तँ लाख उपाइ। एक करोट घूमैत मेटक मैनजन बाजल -

''पहिल दिन छिऔ, आइ तोरा खेनाइ नै भेटतौ।''

जहिना मुर्दापर अस्सी मनसँ नब्बे मन जारनि चढ़ि जाइए तहिना चढ़ि गेल। असबिसो नै कऽ सकलौं। मुदा तैयो सबुर भेल जे नै खाइले देत, सुतैक तँ जगह भेट गेल कि ने। तइ बीच मैनजनक हुकुम भेल -

"कोन केसमे एलेहें?"

केसक नाओं सूनि मन दलदल भऽ गेल। जहिना सोग-पीड़ामे नोर बहा केकरो सान्त्वना दैत काल होइत, तहिना। जहलसँ निकलैक आशाक अँकुर बलदेवकेँ जगलै। हलसि कऽ बाजल -

"सरकार, डकैती आ खून संगे छै।"

डकैतीक संग खून सूनि मेटक मन ठमकल। अधिक दिनक संगी हएत। तँए दोसतिये करब नीक। पड़ले-पड़ल हुकुम चलौलक -

"नवका कैदीकेँ खइयो आ सूतैयो ले दिहक।"

जहिना जिनगीक सुख, खाएब-सूतबमे अबै छै तहिना सूतबक आश देखि बलदेवक मनमे खुशी उपकलै। खुशी उपकिते मन बौआए लगलै। तही बीच मेटक मुँहसँ फुटलै -

"तेलक शीशी छेबे करौ, काल्हिसँ गोदामे सँ लऽ लऽ अनिहें।"

गोदामक नाओं सुनिते वार्डमे गल-गूल शुरू भेल।

"नवका कैदीकेँ गोदाम केना जाए देब। ई अन्याय छी।"

एक कैदी ठीकेदारकेँ पुछलक-

"कि बात छिऐ हौ ठीकेदार भैया? एना किअए हड़बिर्ड़ो केने छह?"

ठीकेदार बाजल-

"तूँ अखन तड़ी-घटी नै बुझबिही।"

"से किअए हौ भैया, सुनने लोक सुनबो करैए आ नहियो सुनैए। बुझौने लोक बुझबो करैए आ नहियो बुझैए। पहिने बजबहक तब ने?"

"रौ बूड़िबक, सभ गप सभठीम बाजब नीक थोड़े होइ छै। नीको अधला भऽ जाइ छै आ अधलो नीक भऽ जाइ छै।"

"एकबेर अजमा कऽ देखहक। नरकोमे ठेलम-ठेल करै छह। बहरामे लोक किछु करैए तँ भीतर -जहल- अबैए। ऐठामसँ कतए जाएत। बाजह, तोरा कि बूझि पड़ै छह जे हम ओहिना आएल छी। आकि किछु कए कऽ आएल छी।"

ठीकेदारक बढ़ैत संगी देखि कठहँसी हँसि मेट बाजल-

"कि रे ठीकेदरबा, कथीक बमकी धेने छौ। सुन....।"

एक दिसि ठीकेदारकेँ अपन घटैत आमदनी मनमे नचैत तँ दोसर दिसि मेटक आदेश। घुसुकि कऽ ठीकेदार लगमे आबि फुसफुसा कऽ बाजल-

“मेट भैया, अहाँसँ कि कोनो बात छिपल रहैए। बुझिते छिऐ जे दू पाइ बचा कऽ गाम पठबै छी।”

ठीकेदारक बातसँ मेटक मनक आगि नै ठंढ़ाएल। मुदा हवाक लहकी जकाँ जरूर लागल। मनमे उठलै दस लंठ तखन ने महंथ, जँ से नै तँ असगर वरसपतियो फूसि। जहिना गुलाबी लाल आल-अड़हुल बनि जाइत, रंग बदलि अपराजित उज्जर-कारी बनि जाइत, दिन-रातिक खेलमे पूर्णिमा अमावस्या आ अमावस्या पूनो बनि जाइए तहिना बलदेवक मनमे जिनगीक जुआरि उठए लगलै। मुदा बिना जारनक आगि जहिना, पियासल बिनु पानि जहिना, खेतिहर बिनु खेत जहिना शक्ति रहितो हीनशक्तिका बनि जाइत अछि तहिना जिनगीकेँ सुता कऽ राखब छी। मुदा प्रश्नो तँ अजनव अछि। नीक भोजन, नीक नीन इन्द्रासनक मुख्य द्वार छी, तखन जिनगी....?

जिनगीक आवश्यक तत्वमे सूतबो -नीन- तँ अनिवार्य छी। तखन अधला केना भेल? मुदा जखन दस कोठरी बहारैक, साफ करैक भार रहत तखन एक्के कोठरी बहारबो तँ उचित नै। मेटक मन ठमकल। ने आगूक बाट देखै आ ने पाछू घूमि ताकब नीक बुझै। मनमे पुन: उठलै, कियो जोग क्रियामे जोगी बनि जोगिया जाइत अछि, कियो भोगी बनि भोगिया जाइत अछि तहिना तँ कियो काजोमे कजिया जाइए। मुदा कज्जी भेने तँ अबाहो भइये जाइए। जइठाम निरोगक बलि प्रदान होइत तइठाम अबाहक पूछ केतेक?

सामंजस करैत मेट भाव-विह्वल भऽ बाजल-

“बौआ ठीकेदार, ई दुनियाँ खेल छी। अपना सभ जहलमे तीत-मीठ करै छी, आ कियो खुलल धरती-अकास बीच खूलि कऽ खेलाइए। तइठाम तोहीं कहह जे कि नीक हेतइ?”

जहिना चोरोक भरमार अछि, किसिम-किसिमक चोर अछि, तहिना ने एकरंगाहो चोरक भरमार अछि। अमती काँटमे ओझराएल जकाँ ठीकेदार ओझरा गेल। जँ चोर चोरि कए कऽ आनए आ जरूरतमन्द लोककेँ दऽ दइ तखन ओकरा की कहब? चोरि तँ ओ ने होइत जे चुपचाप आनि चुपचाप रही। जइसँ कियो बुझबो ने करत आ तरे-तर मखड़ैत रहब। ठीकेदारकेँ गुम देखि मेट पुछलक-

“गुम किअए छह, ठीकेदार? तोरेपर छोड़ि देलियह जे जे तूँ कहबह सएह करब। जाधरि प्रेम-प्रेमसँ नै मिलि, आत्मा-आत्मासँ नै मिलि, मन-मनसँ मिलि कऽ नै चलत ताधरि भरि मन सिनेह कतए सिंगार करत।”

जबाबक तगेदा सुनि ठीकेदारक मनकेँ नै रहल गेलै बाजल-

''मेट भाय, जखन किलो-किलो तेल अहाँकेँ पहुँचैबिते छी, तखन नवका कैदीकेँ किअए गोदाम जाइले कहलिऐ?''

''बौआ, मालीमे तेल हथुड़ैत देखलिऐ, तँए बजा गेल।''

अपन बढ़ैत पक्ष देखि ठीकेदारक मनमे खुशी पनपल। खुशिआएल मन बजलै-

''जे आदमी आइये जहल आएल अछि, ओकरा सोझे गोदाम पठाएब नीक नै। चोर अछि कि छुलाह अछि, से अखन लगले केना बूझि जेबै? जखन हमरे हाथमे गोदाम अछि तखन अहाँकेँ अभाव नै हएत सएह ने?''

ठीकेदारक बात सुनिते मेटक मन तीआइर जालमे फँसल माछ जकाँ ओझरा गेल। चोर तँ चोर भेल, मुदा छुलाह कि भेल? मुदा मेट भऽ पूछबो नीक नै। जेकरे हाथ सभ किछु, सएह नै बुझै, मेटक मनकेँ घुरिअबए लगल। एते दिनसँ जहलमे छी, ठीकेदारक हिसाबे छुलाहोक संख्या कम नै अछि, मुदा नै बूझि पेलौं से केहेन भेल?

शब्दक मोड़ बदलैत मेट पुछलक-

''कते रंगक छुलाह जहलमे हएत ठीकेदार?''

जहिना नारद धरतीक रिपोर्ट अकासमे करैत तहिना ठीकेदार अपनाकेँ महसूस करैत बाजल -

''भाय सहाएब, तेहन घुरछी लगल सबाल अछि जे धड़फड़मे छूटि जाएत। तँए विहिया कऽ देखए पड़त। पान-सात दिनमे पूरा-पूरी कहि देब।''

बलदेवक मनमे जहलक पहिल दिन नाचए लगलै। पुन: मनमे उठलै, मात्र किछु घंटाक लेल दुनियाँमे छी, तखन एक्के दिनक काजमे घेराएल रहब नीक नै। मुदा कहबो केकरा करबै आ सुनबो के करत। आगू बढ़िते मनमे उठलै, जिनगीमे जे किछु जे करैए ओ आन देखौ, बुझौ आकि नै देखौ-बुझौ मुदा केनिहार तँ जरूर देखबो करैए आ बुझबो करैए। मनमे ग्लानि उठए लगलै। जहिना बर्खाक बहैत बुन्नक बेग, घेरामे घेरा जमा हुअए लगैए तहिना जिनगीक चलैत चक्रक चालि बलदेबक मनमे समटाए लगलै। कते भारी अपराधी छी जे धरतीक भार बनि गेल छी, जँ हमरा सन अपराधीकेँ फाँसी नै होइ, सेहो अनुचित हएत। मन असथिर भऽ गेलै। मनुखे ने मानवो आ दानवो बनैए। दुनियाँक ऐ रंगमंचपर कियो वीर बनि तँ कियो कायर बनि, पार्ट अदा करैए। मन ठमकलै। पुन: उठलै, जइ धरतीक भार उठबए आएल छलौं ओइ धरतीक भार बनि गेलौं, एना किअए भेल? की जिनगी भरि हाथ-पएर मारि रहलौं, सेहो तँ नै अछि। चलबैत आएल छी। तखन भार किअए बनि गेलौं। मन अँटकि गेलै। आइ जरूर बूझि

पड़ैए जे जिनगी भरि विपरीत -बे-पीरित- दिशा चलि कुमार्ग पकड़ि लेलौं मुदा से ओइ दिन कहाँ बुझलिऐ जे कुमार्ग छी आकि सुमार्ग। काजोमे कतौ बाधा कहाँ उपस्थित भेल? जहिना धारक धारा सिरासँ भट्ठा दिसि धड़धड़ाइत चलैए मुदा भट्ठाकेँ सिरा दिसि ससरैमे सामना करए पड़ै छै। केना-पानिये पानिकेँ रोकैत रहैए। मुदा बीचमे एकटा तँ होइ छै सिरोक पानि आ भट्ठोक पानि एक-दोसरसँ रोकाइत, ठाढ़ हुअए लगैत अछि। ताधरि ठाढ़ होइत जाइत जाधरि धारसँ ऊपर उठि धरतीपर नै छिड़िआए लगैत। मुदा धरतियोपर तँ दिशा अवरूद्ध करिते अछि। आइ धरि जे नै बूझि सकलौं ओ अपने केना बूझि पाएब। मुदा नै, जिनगीक अंतिम छोरपर भलहिं सब बात नै बूझि सकिऐ, मुदा किछु नव तँ जरूर बूझि पाबि रहल छी। जँ से नै, तँ कहियो नै बूझि पेलौं जे फाँसी हएत? हमहीं नै सभ एहने वृत्ति करैए, मुदा सभकेँ फाँसिये कहाँ होइ छै। जइठाम पुरजा-पुरजी मनुखक अंग बनल अछि, सभ अंगमे गुण-दोष छै, तइठाम केना जोड़ि कऽ चलाओल जा सकैए। समए पाबि कियो दौड़ए लगैए आ कुसमए पाबि थकथका जाइए। तइठाम सौंसे मनुख बनब, धीया-पुताक खेलौना नै छी। समए अनुकूल बनए-बनबए पड़ै छै, से नै तँ रग्गड़मे लोक रगड़ाए किअए जाइए।

बिसरि गेल बलदेव बारह बजेक फाँसी। मन आगू दिसि बढ़लै। जइठाम अधिकांश फूल ओहन अछि जे अनेको रंगक होइए। गंध, रूप, आकार समान रहितो एक-दोसराक अनुकूलो आ प्रतिकूलो अछि। तहिना गुलाबी आ लाल आलो-लाल आ गाढ़ो लाल बनैए तहिना तँ अपराजित करियो बनैए आ उजरो। आ जँ उजरोपर करिये रंग चढ़ि जाए, जेना एक-दोसरपर चढ़ैए। भलहिं थलकमल उज्जरसँ लाल भऽ जाए मुदा सभ तँ थलकमले ने छी।

जहिना फुलवाड़ी फलवाड़ी वा वंशबाड़ी टहललाक उपरान्त छाहरिमे बैसैक मन होइए तहिना बलदेवकेँ सेहो भेल। दुनियाँक दृश्य देखि मन हहिआए लगलै। ऐठाम के देत? केकरासँ मंगबै? जँ मंगबो करबै तँ जरूरी नै अछि जे नीके देत। अधलोकेँ नीक कहि दैत अछि।

जुग-जुगसँ रंग-बिरंगक फूल-फलक गाछ रहितो अखनो हराएल अछि आ हराइयो रहल अछि। भरिसक हराइ-जीताइक खेले ने तँ चलैए। बलदेवकेँ अपने-आपपर शंका उठलै। अखन जहलक सेलमे छी, अकलबेड़ामे फाँसीपर चढ़ब, कहीं बुइधे तँ ने भगंठि रहल अछि। भंगठले बुधि ने बताह कहबै छै। मुदा बिनु भंगठलोकेँ तँ बताह कहै छै। जहिना धान-रब्बीक रग्गड़सँ हाँसू मुरछि जाइए तहिना बलदेवक मन मुरछि गेलै। किछु समए निकलिते मनमे उठलै, अझुका बाद के हमरा मन राखत। कोनो कि हम असगरे मृत्युदंड पेलौं आकि

